ISSN 2229-547X VIDEHA

# 𑒫𑒱𑒠𑒹𑒯 𑓓𑓕𑓘 𑒧 𑒁𑓀𑒏 𑓑𑓕 𑒢𑒫𑒧𑓂𑒥𑒩 𑓒𑓐𑓒𑓒 (𑒫𑒩𑓂𑒭 𑓑𑓕 𑒧𑒰𑒮 𑓑𑓗𑓙 𑒁𑓀𑒏 𑓓𑓕𑓘)

(𑒫𑒱𑒠𑒹𑒯 www.videha.co.in )

## 𑒫𑒱𑒠𑒹𑒯 𑒧𑒻𑒟𑒱𑒪𑒲 𑒮𑒰𑒯𑒱𑒞𑓂𑒨 𑒂𑒢𑓂𑒠𑒼𑒪𑒢𑓁 𑒧𑒰𑒢𑒳𑒭𑒲𑒧𑒱𑒯 𑒮𑓀𑒮𑓂𑒏𑒵𑒞𑒰𑒧𑓂



## 𑒫𑒱𑒠𑒹𑒯- 𑒣𑓂𑒩𑒟𑒧 𑒧𑒻𑒟𑒱𑒪𑒲 𑒣𑒰𑒏𑓂𑒭𑒱𑒏 𑒃-𑒣𑒞𑓂𑒩𑒱𑒏𑒰

𑒮𑒧𑓂𑒣𑒰𑒠𑒏𑓁 𑒑𑒖𑒹𑒢𑓂𑒠𑓂𑒩 𑒚𑒰𑒏𑒳𑒩।

 भालसरिक गाछ जे सन २००० सँ याहूसिटीजपर छल http://www.geocities.com/.../bhalsarik_gachh.html , http://www.geocities.com/ggajendra आदि लिंकपर आ अखनो ५ जुलाइ २००४ क पोस्ट http://gajendrathakur.blogspot.com/2004/07/bhalsarik-gachh.html केर रूपमे इन्टरनेटपर मैथिलीक प्राचीनतम उपस्थितक रूपमे विद्यमान अछि *(किछु दिन लेल http://videha.com/2004/07/bhalsarik-gachh.html लिंकपर, स्रोत wayback machine of https://web.archive.org/web/*/videha 258 capture(s) from 2004 to 2016- http://videha.com/ भालसरिक गाछ-प्रथम मैथिली ब्लॉग / मैथिली ब्लॉगक एग्रीगेटर)।*
ई मैथिलीक पहिल इंटरनेट पत्रिका थिक जकर नाम बादमे १ जनवरी २००८ सँ 'विदेह' पड़लै। इंटरनेटपर मैथिलीक प्रथम उपस्थितिक यात्रा विदेह- प्रथम मैथिली पाक्षिक ई पत्रिका धरि पहुँचल अछि, जे http://www.videha.co.in/ पर ई प्रकाशित होइत अछि। आब "भालसरिक गाछ" जालवृत्त 'विदेह' ई-पत्रिकाक प्रवक्ताक संग मैथिली भाषाक जालवृत्तक एग्रीगेटरक रूपमे प्रयुक्त भऽ रहल अछि।

 रचनाकार/ संग्रहकर्त्ता अपन मौलिक आ अप्रकाशित रचना/ संग्रह (संपूर्ण उत्तरदायित्व रचनाकार/ संग्रहकर्त्ता मध्य) editorial.staff.videha@gmail.com केँ मेल अटैचमेण्टक रूपमेँ पठा सकैत

छथि, संगहि ई अपन संक्षिप्त परिचय आ अपन स्कैन कएल गेल फोटो सेहो पठेबथि। एतऽ प्रकाशित रचना/ संग्रह सभक कॉपीराइट रचनाकार/ संग्रहकर्त्ताक लगमे छन्हि आ जतऽ रचनाकार/ संग्रहकर्त्ताक नाम नै अछि ततऽ ई संपादकाधीन अछि। सम्पादक: विदेह ई-प्रकाशित रचनाक वेब-आर्काइव/ थीम-आधारित वेब-आर्काइवक निर्माणक अधिकार, ऐ सभ आर्काइवक अनुवाद आ रिप्रिंट आ प्रिन्ट वेब-आर्काइवक निर्माणक अधिकार; आ ऐ सभ आर्काइवक ई-प्रकाशन/ प्रिंट-प्रकाशनक अधिकार रखैत छथि। ऐ सभ लेल कोनो रॉयल्टी/ पारिश्रमिकक प्रावधान नै छै, से रॉयल्टी/ पारिश्रमिकक इच्छुक रचनाकार/ संग्रहकर्त्ता विदेहसँ नै जुड़थु। विदेह ई पत्रिकाक मासमे दू टा अंक निकलैत अछि जे मासक ०१ आ १५ तिथिकेँ www.videha.co.in पर ई प्रकाशित कएल जाइत अछि।

Videha e-Journal: Issue No. 358 at www.videha.co.in

समानान्तर परम्पराक विद्यापति-
*चित्र निषाद सम्मानसँ सम्मानित श्री पनकलाल मण्डल द्वारा*

मैथिली भाषा जगज्जननी सीतायाः भाषा आसीत्। हनूमन्तः उक्तवान- मानुषीमिह संस्कृताम्।

**अक्षर खम्भा (आखर खाम्ह)**

तिहुअन खेत्तहि काञि तसु कित्तिवल्लि पसरेइ। अक्खर खम्भारम्भ जउ मञ्चो बन्धि न देइ॥ *(कीर्तिलता प्रथमः पल्लवः पहिल दोहा।)*

मात्र आखर रूपी खाद्य निर्माण कऽ अध्ययन (*गद्य-पद्य रूपी*) संग ऊँ नै बाह्ल जाय तँ ओ त्रिभुवनक उत्तम ठाकुर कीर्तिक रूपी कहा परत।

## अनुक्रम

**ऐ अंकमे अछि:-**

२.४.कल्पना झा- मैथिली साहित्यक सेवक नहि, मैथिली भाषाक सेवकः शरदिन्दु चौधरी

२.५.राम भरोस कापड़ि 'भ्रमर'- हमर स्मृति-पिपासाक स्रोत: शरदिन्दु चौधरी

२.६.जगदीश चन्द्र ठाकुर 'अनिल'- उहिना नहि गमसाइत छथि शरदिन्दु चौधरी

२.७.विभा रानी- शरदिंदु भाइक गम्भीर सिद्धांतप्रियता!

२.८.डा. नारायणजी- विसंगतिक विरुद्ध प्रतिरोधक-स्वर

२.९.मुन्नी कामत- भाषाविद् श्री शरदिन्दु चौधरी

२.१०.गोपीनाथ- शरदिन्दु चौधरी हवाक मार

२.११.जगदीश चन्द्र ठाकुर 'अनिल'- कथ्य, तथ्य आ सत्यक चिन्तन

२.१२.अजित कुमार झा- 'समय-साल' कँ अकानैत: शरदिन्दुजीक संपादन आ संपादकीय

२.१३.अशोक- रवीन्द्र जी

२.१४.शिवशंकर श्रीनिवास- जरल मरल गरल दृश्य

२.१५.कदान कानन- हमर रवीन्दु भैया

२.१६.आशीष अनचिन्हार- मैथिली साहित्यमे रवीन्द्र चौधरी केर योगदान

२.१७.गजेन्द्र ठाकुर- रवीन्द्र चौधरीक संस्मरणमे साहित्य [बाल-बालकन बाल (I-IV)]

२.१८.गजेन्द्र ठाकुर- रवीन्द्र चौधरीक संस्मरणात्मक हास्य-व्यंग्य संग्रह- 'ऊँ हम जनिगहुँ'

२.१९.गजेन्द्र ठाकुर- रवीन्द्र चौधरीक गीतटा ग्रंथ संग्रह- 'व३ अजगुत देखल..', 'गोवनगणेश' आ 'कनिया कक्काक कानामिन'

२.२०.लक्ष्मण झा सागर- खाँटी मैथिलीक रवन्दु जी!

२.२१.जगदानन्द झा 'मनु'- सत्य देखल

२.२२.श्रीधनम- शनदिन्दु कुमान चौधनीक साहित्य : 'स्वानथ लागि कनहिं सव ग्रीगी'

## ३ अंकक अध्याय नवना

### ३.गद्य खण्ड

३.१.नाम विलास साल्क ५ टा कथा- कथा-१ अध्ययन सम्यादकीय समीज्ञा अंग्रेजीम सम्यादकीय पृष्ठ यन

३.२.नाम विलास साल्क ५ टा कथा- कथा-२ अध्ययन सम्यादकीय समीज्ञा अंग्रेजीम सम्यादकीय पृष्ठ यन

३.३.नाम विलास साल्क ५ टा कथा- कथा-३ अध्ययन सम्यादकीय समीज्ञा अंग्रेजीम सम्यादकीय पृष्ठ यन

३.४.नाम विलास साल्क ५ टा कथा- कथा-४ अध्ययन सम्यादकीय समीज्ञा अंग्रेजीम सम्यादकीय पृष्ठ यन

३.५.नाम विलास साल्क ५ टा कथा- कथा-५ अध्ययन सम्यादकीय समीज्ञा अंग्रेजीम सम्यादकीय पृष्ठ यन

३.६.कुमार मनोज कश्यप- १ टा लघुकथा- धनिष्ठाविजय

३.७.जगदीश प्रसाद मण्डल- थाहल संग

३.८.जगदीश प्रसाद मण्डल- माउयन (धारावाहिक उपन्यास)

३.९.रमाकर चौधरी- मधुमह

३.१०.रवीन्द्र नारायण मिश्र- मातृभूमि (उपन्यास)- १७म खण्ड

३.११.जगदीश चन्द्र ठाकुर 'अनिल'- बिना बहर आ काफिया गजल कोना हेतै

३.१२.निर्मला कर्ण- अग्नि शिखा (भाग- ९)

३.१३.डा. विपिन कुमार झा- महाकवि भास प्रणीत कर्णभारम् मैथिली अनुवाद (भाग-६)

**४.पद्य खण्ड**

४.१.राज किशोर मिश्र- कलक' अह

७.संस्कृत खण्ड

७.१.३. दीपिका- चम्पूसाहित्यस्य विलासः (पञ्चमोच्छ्वासः)

८. विदेह सूचना संपर्क अन्वेषण



## ऐ अंकमे अछि:-

१.१.गजेन्द्र ठाकुर- नूतन अंक सम्पादकीय

१.२.अंक ३५७ पर टिप्पणी

## १.१.गजेन्द्र ठाकुर- नूतन अंक सम्पादकीय

१

एहि अंक शचीन्द्र चौधरी पर विशेषांक अछि। साहित्य अकादमी, ललित कला अकादमी आ संगीत नाटक-अकादमीक सम्मान/ पुरस्कारसँ वंची महत्वपूर्ण विदेहक जीवित रचनाकार/ कलाकर्मी पर विशेषांक देल गेल अछि, से उद्देश्य पाठक लोकनि सामिल मीतियायन व्यक्त कएलन्हि अछि। सभ सहयोगी आ पाठकगणकेँ धन्यवाद।

२

राम विलास साहुक ७ टा कथापर गजेन्द्र ठाकुरक टिप्पणी

**Parallel Literature and Videha Maithili Literature Movement**

1

**The Book of Bihari Literature (Abhay K. Editor)**

This book contains five translations from

Maithili into English by Vidyanand Jha. Nagarjun (Maithili's Yatri) and Usha Kiran Khan are from the Hindi quota though both got the Sahitya Akademi prize from the Maithili quota. Vibha Rani and Rajkamal Chaudhary are from the Maithili quota though both wrote in Hindi also.

This book is edited by Abhay K. who has read Samskrit only upto high school. Yet he pretends to translate Arthashastra directly from Samskrit into English. I am Kovid in Samskrit and from the quality of the translation, I can presume that he has used some intermediary language in translating Samskrit texts into English. It is a matter of ethics to acknowledge the source.

Vidyanand Jha's translation is below par, for example, he has no inkling what would be the English word for 'olak sanna', and there are plenty of such instances. I have some suggestions for him. First, read A Bird's Eye View on Mithila by Rajnath Mishra, it mentions all the terms for which you could not find English equivalents. Then go to the Videha archive (www.videha.co.in) and

look for Umesh Mandal's Picture Dictionary containing vegetation, animals and skill sets of Mithila, here you will find the actual photographs too. Further, under A Parallel History of Maithili Literature (Videha www.videha.co.in) you will find sample English translations of some Maithili short stories. Therefore, what Vidyanand Jha is presenting as exotic is the original thing of Maithili Language (but not that of Maithili literature, as was two decades ago). Interestingly his choice of short stories reminds me of Contemporary Maithili Short Stories (Maithili short stories translated into English) edited by Murari Madhusudan Thakur and published by the Sahitya Akademi in 2005. It seems that the stories in this selection are leftover material of that collection. Rip Van Winkle awoke after two decades but Vidyanand Jha is still in slumber not realizing the changes that have happened during the period.

If you compare the translation of this selection vis a vis the English translation of Latin American Spanish literature, you would be able to

understand the difference.

But these types of selections are not known for their literary excellence, Harper Collins publishes these types of selections for five-star hotels and Airport lounges. The publishers made the announcement for this book on March 22, 2022. So in 6-7 months you will get old materials only.

2

**The Bride: The Maithili Classic Kanyadan by Harimohan Jha (1908-1984) translated into English by Lalit Kumar (Assistant Professor, Department of English, Deen Dayal Upadhyaya College, University of Delhi)**

I have pre-ordered the book. I will comment on it after the book is delivered to my kindle account on the 1st of December 2022.

3

**Bharti's Cat: Translation of Braj Kishor Varma 'Manipadma's original Maithili novel Bhartik**

**Biladi- by Yogendra Pathak Viyogi (available on Amazon Kindle).**

Yogendra Pathak Viyogi has done a wonderful job. The translation seems to carry the soul of the original language.

**Folktales of Mithila & Gonu Jha of Mithila: (Tales of wit and humour) both by Yogendra Pathak Viyogi (both are available on Amazon Kindle).**

4

**The Short-Stories by Ram Vilas Sahu**

Now come to the exciting world of parallel literature.

In 'Kamtia Haveli' the story teller explains the oral history. The Haveli's were just the outposts. In Mithila the Cornwallis appointed permanent settlement award holders are called Maharajadhiraj etc. Actually, the chain of rent collectors was all over Mithila and they made their posts for farming as well as collecting

rent. So the Madina Didi explains it to Janaki. And while all these are going on the nuances of village life are depicted in a language that seems exotic to those people who stopped reading Maithili literature two decades ago.

In second short story 'Dudhbechni' depicts the sacrifice of Rita who donates all her land and property for building scholl and cow-shelter.

In 'Swargak Sukh' the story of the family of Bauku Saday, a family from the Mushhar community (called deridingly as rat-eaters by some part-time field workers turned litterateurs) ravaged by flood has been told intricately.

In 'Ghusha Ghar' you will find mention of the corruption in Indira Awas Yojana.

In 'Shikshak Mahat' the flood-ravaged village leading to migration, the importance of education and the mean-mindedness of the elite all has been interwoven into a single thread.

३

## गाम-गामक सत्यकथा आ रूढ़ि

एकर अन्तर्गत गाम-नूनपुर, जिला मधुबनीक सत्य कथा देल जा रहल अछि जे ओतुका गामक लोकक कण्ठमे आइयो बसल अछि।

(सूत्र आ वर्णन- श्री श्रीमोहन चौधरी- गाम नूनपुर।)

मंगनिया मायक गीत (कनु गीत)- नूनपुरक सभ जातिक सभ गोटेमे पीढ़ी रूढ़ि बनि गेल अछि।

मंगनिया- जातिक गुआर। गाम नूनपुर, मधुबनी, ८०-९० वर्ष पूर्वक घटना जखन सोना ६० रुपयाक एक भरि (१० ग्राम) होइत छलै। मंगनिया वृद्ध छल, बड़ मेहनति आ मितव्ययी। अपन मेहनतिसँ धीरे धीरे पैघ होइत १० बीघा खेत किनलक, ३-४ बजे भोर उठि सभटा काज सम्पन्न कऽ लैत छल आ जखन रहनाइ लेल जाइ छल तँ लोक पूछै छलै तँ कहै छलै, मालिक डाइनेम सूतबाक लेल जाइ छी। ३-४ घण्टा सूतायब (रहनाइ करबकेँ सूतनाइ कहै छल, रहनाइमे कान भीड़ दाइ छी।)
ओकर टाकुरक बाप घरक टाकुर- रामानन्द **(जाति- ब्राह्मण)**।
भोर भोर मंगनिया माय घरक टाकुरक रामानन्द जाइत आ

**मनोज पाठक**

सादर नमन, सम्पादक महोदय। जखन लिंक आयल छल तऽ वेबसाइट पर जा कऽ देखल नहि। नीक अंक बनल अछि। पढ़ल जँ कि दुइये टा आलेख नहि, श्री आशीष जीक आ कुमार रैयाक। आब पीडीएफ प्रति मोबाइल संग संग घुमैत रहत आ पुना अंक पढ़ि टिप्पणी करब। अहाँक माध्यमसँ मैथिली साहित्य जगतमे व्यापक परिवर्तन अयलैक अछि। तथाकथित आलोचक आ विद्वान एकरा नहि मानैत मुदा मैथिली भाषा आ साहित्य अपन डिजिटल स्वरूपमे जे एखन घनगर भेल अछि ओहिमे अहाँक एकान्त अनवरत तपक प्रभाव सर्वाधिक छैक। विदेह संख्यात्मक आ गुणात्मक दुनू तुला पर प्रचुर साहित्य रचलक। एकर निरन्तरता आ नव नव संभावना लेल सदैव खुजल अबाधित मंच मीलक पाथर अछि मैथिली भाषा आ साहित्यक लेल। सम्पादक।

**शुभ नारायण झा**

सभ पढ़लौं। सबहक आलेख। बहुत नीक लागल। अपने सब एत पुष्ट कायल जे कोना रंगकर्मी हेतु विशेषांक निकालल । भेल हुनक साहित्यिक प्रतिभा क ध्यान राखि अपने ओही अंक निकालने छी। बहुत बहुत धन्यवाद।

*(शुभ नारायण जी- ओना तँ प्रेमलता मिश्र प्रेम विशेषांक हुनकर साहित्यिक नै मात्र रंगमंचीय प्रतिभाकेँ ध्यानमे रखैत निकालल गेल अछि, मुदा हुनकाम साहित्यिक प्रतिभा मूल धाराक बहुत साहित्यकारसँ बेसी छन्हि, खास कऽ हुनकर संस्मरणात्मक साहित्य, संजोग देखू जे ओ वर्खक साहित्य लेल नावल एकटा महिलाकेँ मात्र*

*सम्पादक लिखबा लेल तैयार छथि। मूल धाराक रंगमंचकर्मीमे मूल धाराक साहित्यकार सभ बहुत नाम कमेने छथि मुदा ओ मूलधाराक साहित्यकार सभ कोना हालहिमे अकर्मण्य भै छथि।- सम्पादक)*

**ग्रुप कैप्टन (डॉ) शिवकान्त झा**

उमा कान्त गजेन्द्र बाबू ! कत टा विज्ञान आ औषधि शास्त्र की पढलहुँ कि मैथिली साहित्य सँ वंचित भऽ गेल छी। ३० वर्ष क वायुसेना सेवा आ १ वर्ष क वैज्ञानिक अनुसंधान आ विकास कार्य हमरा साहित्य सँ बहुत दूर पहुँचा देल अछि। हमर मैथिली साहित्यिक ज्ञान बड़ ओछ अछि। संलग्न विषय वस्तु हमर समझ क परे अछि, कोना मंतव्य देब मे असमर्थ छी। उमा कान्त।

**आशीष अनचिन्हार**

"मैथिलीपुत्र प्रदीप" जीवन कथित मानाग्रह आ प्रशंसक सा "पवन" द्वारा लिखल जा रहल अछि तकर स्वागत। आगू ओ कहल रहत तकर उत्सुकता बनल अछि। जेना कि मानाग्रह प्रामाणिक हाँसिल छी तँ पवनजीसँ उम्मेद अ जे ओ हुनक तथ्यकँ लिखत, हुनकर हुनक पोथीक चाहे ओ प्रकाशित हो कि अप्रकाशित ओकर सूची जरूर देताह। हुनकर जीवन कर ओहन पक्ष जे जखन धरि नै आएल समाजक सामनमे सेहो ओ देताह। आगूक अंश आ पूरा मानाग्रह पढबाक लेल जल्दी रहत से उम्मेद अछि।

**अपन मंतव्य** editorial.staff.videha@gmail.com **पर पठाउ।**

## शरदिन्दु चौधरी विशेषांक

२.१.प्रस्तुत विशेषांकक संदर्भमे

२.२.शरदिन्दु चौधरीक परिचय - (प्रस्तुति श्री जगदीश चन्द्र ठाकुर 'अनिल')

२.३.शरदिन्दु चौधरी जी सँ साक्षात्कार जगदीश चंद्र ठाकुर 'अनिल' द्वारा

२.४.कल्पना झा- मैथिली साहित्यक सेवक नहि, मैथिली भाषाक सेवकः शरदिन्दु चौधरी

भाग (I -I V)]

२.१८.गजेन्द्र ठाकुर- शरदिन्दु चौधरीक संस्मरणात्मक हास्य-व्यंग्य संग्रह- 'ॐ हम जनिताहुँ'

२.१९.गजेन्द्र ठाकुर- शरदिन्दु चौधरीक गीतटा व्यंग्य संग्रह- 'बड़ अजगुत देखल..', 'गोबरगणेश' आ 'कनिया कक्काक कानामिन'

२.२०.लक्ष्मण झा सागर- खाँटी मैथिलीक शरदु जी।

२.२१.जगदानन्द झा 'मनु'- सत्य देखल

२.२२.श्रीधरम- शरदिन्दु कुमार चौधरीक साहित्य: 'स्वान्त लागि करहिं सब प्रीती'

## २.१.प्रस्तुत विशेषांकक संदर्भ

विदेह द्वारा 'जीवेत मुदा उपेक्षित' शृंखला केर अंतर्गत अगस्त 2022 केँ विदेह "शरदिन्दु चौधरी" विशेषांक प्रकाशित करबाक सार्वजनिक घोषणा कएलक आ प्रस्तुत अछि ई विशेषांक। एहि सूचनाकेँ एहि लिंकपर देखि सकैत छी-घोषणा।

एहि विशेषांकसँ पहिने विदेह 7 टा विशेषांक प्रकाशित कऽ चुकल अछि आ एहिठाम आब हम कहि सकैत छी जे ई एकटा चुनौतीपूर्ण काज छी। अनेक संकट केर सामना करए पड़ैत अछि हमरा लेख एकट्ठा करएमे। मुदा संगहि ईहो हम कहब जे संकटसँ बेसी हमरा लग समर्थन अछि। हँ, ई मानएमे हमरा कोनो दिक्कत नहि जे जतेक लेख केर उम्मेद केर रहैत छी हम ततेक नै आबैए, जतेक लोक लिखबाक लेल तैयार छथि से सभ अंत- अंत धरि आबि चुप्प भऽ जाइत छथि। आ एकर कारणो छै, किनको ई लागै छनि जे आनपर लिखब से हम अपन रचना किए ने लीखि लेब, किनको लग पोथिए नै रहै छनि, कियो विदेहक समालोची रूपसँ दुखी छथि, तँ किनको मित्रकेँ विदेहसँ दिक्कत छनि तँइ ओ नहि देता। एकरा हम संकट बूझै छिऐ जे सभ फेसबुकपर लंबा-लंबा लेख वा कमेंट टाइप कऽ लै छथि सेहो सभ विदेह लेल हाथसँ लिखल पठाबैत छथि। जे सभ कहियो फेसबुकपर टाइप कऽ लीखै छथि तिनकर आलेख हम सभ टाइप करैत छी। खएर पहिने कहलहुँ जे संकटसँ बेसी समर्थन अछि तँइ आइ पहिलसँ लऽ कऽ आठम विशेषांक धरि पहुँचलहुँ हम। 2015 सँ लऽ कऽ 2022 धरि 8 टा विशेषांक प्रकाशित भेल मने वर्षमे एकटा। निश्चित समर्थन बेसी भेटल हमरा। जखन कि विदेहक ई आठो विशेषांक

केर अलावे आनो विषयपर विशेषांक प्रकाशित भेल अछि। एकर अतिरिक्त स्त्रीवाद साम्प्रदायिक अछि जे विदेहक हरेक विशेषांक अभिनंदनग्रंथ हेबासँ बाँचि गेल अछि। मुख्यधारा जकाँ विदेहकेँ अभिनंदनग्रंथ नहि चाही। अभिनंदनग्रंथ अहू दुआरे नै चाही जे ओहिसँ लेखक वा जिनकापर निकालल गेल छनि तिनकामे सुधारक गुंजाइश खतम भऽ जाइत छै। तेँए विदेहक विशेषांकमे आलोचना-प्रसंशा सभ भेटत।

शरदिन्दु चौधरी मैथिलीक मुख्यधारामे नहियेँ उपेक्षित छथि आ एकर कारण जातिवाद लेल पाठककेँ हुनकर पोथी पढ़ए पड़तनि हुनकर आलोचना ओ लेखन केर संबंध देखए पड़तनि। मैथिलीमे किछुए लेखक छथि जिनकर लेखन ओ आलोचना एकसमान छनि जाहिमेसँ शरदिन्दुजी एकटा सेहो छथि। एहन नै छै जे शरदिन्दु जीपर लिखल नै गेलै मुदा ओ सभ एकदम नै भऽ सकल छै तेँए ओकर प्रभाव हेरा गेल छै। एहि संदर्भमे हम कहि सकै छी जे विदेहक ई प्रस्तुत विशेषांक एहन पहिल प्रयास अछि जाहिमे ई बूझबाक प्रयास कएल अछि जे शरदिन्दु जीक रचना केहन छनि। ई अलग बात जे हम सभ काजक सफल वा असफल भेलहुँ से पाठक कहता। एहि विशेषांक केर शुरुआत विदेहक आन विशेषांक जकाँ अछि। संगे-संग ई क्रम न तँ उम्रक वरिष्ठता केर पालन करैत आ न रचनाक गुणवत्ताक। हँ, एकर ध्यान जरूर राखल गेल छै जे पाठकक रसभंग नहि होइन आ से विश्वास अछि जे रसभंग नै हेतनि।

पाठक जखन एहि विशेषांककेँ पढ़ताह तँ हुनका वर्तनी आ मानकताक अभाव लगतनि। वर्तनीक गलती जे थिक से ठाम-ठाम हमर सभहक गलती थिक जे हम सभ संशोधन नै कऽ सकलहुँ मुदा ई ध्यान राखबाक बात जे विदेह शुरुएसँ हुनक वर्तनी बला लेखककेँ स्वीकार करैत एलैए। तेँ मानकता अभाव स्वाभाविक। एकर बाद बहुत वर्तनीक गलती रहल गेल अछि जे कि हमर सभहक गलती अछि। मैथिलीमे किछुए एहन पत्रिका अछि जकर वर्तनी एकरंगक रहैत अछि आ ई हुनक खूबी छनि मुदा जखन ओहो सभ कोनो विशेषांक निकालै छथि तखन वर्तनी तँ ठीक रहैत छनि मुदा सामग्री अधिकांशतः बासिये रहैत छनि। ऐतिहासिकताक दृष्टिसँ कोनो पुरान सामग्रीक उपयोग वर्जित नै छै मुदा साबिये जे 72-80 पन्नाक कोनो प्रिंट पत्रिका होइत छै तहिमे लगभग आधा सामग्री सारान रहैत छनि, तखन आगम लेखक कोन किछु नवका रहैत छनि आ बाकिमे आगम किछु नव सामग्री रहैत छनि। मुदा हमरा लोकनि नव सामग्रीएपर बेसी ध्यान दैत छी। एकर मतलब ई नहि जे वर्तनीमे गलती होइत नहि। हमर कहबाक मतलब ई जे संपादक-संयोजककेँ कोनो ने कोनो स्तरपर समझौता करए पड़ैत छै से चाहे वर्तनीक हो कि, मुद्रणक हो कि विचारधाराक हो कि सामग्रीक हो। हमरा लोकनि वर्तनीक स्तरपर समझौता कऽ रहल छी मुदा कारण सहित। प्रिंट पत्रिका एक बेर प्रकाशित भऽ गेलाक बाद दोबारा नै भऽ सकैए (भऽ तँ सकैए मुदा हुए पाइक लागत जेतै) तेँ ओकर वर्तनी यथाशक्ति सही रहैत छै। इंटरनेटपर सुविधा छै जे बीचमे (इंटरनेटसँ प्रिंट हेबाक अवधि) ओकरा सही कऽ सकैत छी मुदा सामग्रिए बासिया रहत तँ सही वर्तनी रहितो

नव अध्याय मे खुजि सकत तैँ हमरा लोकनि वर्तनी वला मुद्दापर समझौता कएलहुँ। हमरा लोकनि कएलनि, कयलनि आ केलनि तीनू शुद्ध मानैत छी, ओना शुद्ध मानैत छी ओकरे नवनाम तीनू रूप रहि जाएत। आन शब्दक लेल ओहिना बूझू।

उम्मेद अछि जे पाठक विदेहक आन विशेषांक जकाँ एकरो पढ़ताह आ यदि एकर टीका-टिप्पणी अपन सुझाव देताह। विदेह अनिरुद्ध ठाकुर विशेषांक कर पोथी रूप "स्वर्णरेखा" कर नामसँ प्रकाशित हएल उम्मेद जे [illegible] केन्द्रित ओहि विशेषांक कर पोथी रूप सेहो आएत।

विदेह द्वारा 'जीबैत मुदा उपेक्षित' शृंखलामे प्रकाशित हएल आन विशेषांक सभहक लिंक एना अछि जाहिठाम जे अंकक लिंक देल गेल अछि ताहि अंकपर क्लिक करबै तँ ओ अंक खुजि जाएत-

1) अनिरुद्ध ठाकुर विशेषांक 189 म अंक 1 नवम्बर 2015 (ई विशेषांक 2020 मे पोथी रूपमे सेहो आएल अछि)

2) जगदीश चन्द्र ठाकुर अनिल विशेषांक 191 म अंक 1 दिसम्बर 2015

3) रामलोचन ठाकुर विशेषांक 319म अंक

4) राजनन्दन लाल दास विशेषांक 333म अंक

5) रवीन्द्र नाथ ठाकुर विशेषांक 15 जून 2022

6) केदारनाथ चौधरी विशेषांक 15 जून 2022 अंक 352

7) प्रेमलता मिश्र 'प्रेम' विशेषांक 1 नवम्बर 2022 अंक 357

**अपन मंतव्य** editorial.staff.videha@gmail.com **पर पठाउ।**

## २.२.श्री शरदिंदु चौधरी क परिचय- (प्रस्तुति श्री जगदीश चन्द्र ठाकुर 'अनिल')



नाम-शरदिंदु चौधरी

माता : स्व.मती देवी

पिता : पं.सुधांशु शेखर चौधरी

स्थान : मिश्रटोला, दरभंगा, बिहार

जन्म तिथि : 7-10-1956

शिक्षा : एम॰ए (राजनीति शास्त्र ) पटना विश्वविद्यालय, एल॰एलबी (मगध विश्वविद्यालय, गया)

वृत्ति- पत्रकारिता :

1981-84-मिथिला मिहिर,साप्ताहिक

1984-86-मिथिला मिहिर, दैनिक

1987-89-मिथिला मिहिर,मासिक

1995-2002-आर्यावर्त, हिन्दी दैनिक,(जीवन संपादक )

2000-2014-समय-साल, मैथिली त्रैमासिक

पूर्वोत्तर मैथिल, गुआहाटी, 2015-16

मैथिली-हिन्दीमे लेखन

व्यवस्थापक,संचालक ----शेखर प्रकाशन,पटना (मुद्रक,प्रकाशक एवं पोथी विक्रय केन्द्र)

शरदिन्दु चौधरीक परिवारक अन्य सदस्य :

पत्नी : श्रीमती चित्रा चौधरी

पुत्री :

1.श्रीमति शेखर (पत्नी श्री सुशील मिश्र)

२.श्रीमति शेखर (पत्नी विनय आनन्द ठाकुर)

३.सुश्री दीप्ति शेखर

सूत्र : नागशेखर

प्रकाशित कृति मौलिक: (शेखर धरि शनदिल्लीक जतेक मौलिक पोथी प्रकाशित हएलनि से विदेह पोथी डाउनलोडपर राखल गेल अछि आ ओहिठाम जे पोथीक लिस्ट देल गेल अछि ताहिमे पोथीक नामपर क्लिक करबै तँ ओ पोथी खुजि जाएत)

ॐ हम जनितहुँ (२००२)

बड़ अजगुत देखल (२००३)

गोबरगणेश (२०११)

कनिया कक्काक कानामिन (२०१६)

बाल-बालपन बाल खण्ड-१ (२०१९)

मर्मान्तक-शब्दानुभूति (बाल-बालपन बाल खण्ड-२) (२०२०)

हमर अपराध: हुनक नहि दोष (बाल-बालपन बाल-३) (२०२१)

साक्षात् (बाल-बालपन बाल-४) (२०२१)

प्रकाशित कृति सम्पादन:

मैथिली पत्रकारिता-दशा आ दिशा

साक्षात्कार दर्पणमे-सुधांशु शेखर चौधरी

निश्चायति गीतिका ( दू भाग )

मैथिली गद्य गौरव ( दू भाग )

अस्मिता ( हिन्दी )

बीससँ बेसी स्मारिकाक सम्पादन, जाहिमे चेतना समितिक स्मारिकाक 9 बेर, रंगिमाक 3 बेर, अरियनक 2-3 बेर।

अन्य प्रकाशन-प्रसारण: आकाशवाणी आ दूरदर्शन,पटनासँ दर्जनो वार्ता प्रसारित, मैथिली तथा हिन्दी पत्र - पत्रिका सभमे सयसँ बेसी रचना प्रकाशित आर्यावर्त, हिन्दुस्तान,प्रदीप,नव भारत टाइम्स आदि दैनिक समाचार पत्रमे सम्पादकीय पृष्ठपर साठिटासँ बेसी राजनीतिक आलेख प्रकाशित।

पत्रिका सभमे व्यंग्य लेखन: मिथिला मिहिर, देश-कोस, अंतिका, घर-बाहर, समय-साल आदिमे।

शेखर-सम्मानक संचालन: साहित्यकार आ सम्पादक पिता स्व. सुधांशु शेखर चौधरीक स्मृतिमे साहित्यसँ ज्ञान उत्तम उल्लेखनीय योगदान हेतु उपयुक्त व्यक्तिकेँ पुरस्कारक रूपमे एगारह हजार टाका,शाल आ प्रशस्ति पत्र देल जाइत छनि। वर्ष 2004सँ 2008 धरि आ 2019

तथा 2022 मे निम्नलिखित व्यक्ति सभकेँ पुरस्कार देल गेल छनि: श्री पंचानन मिश्र, नरेन्द्र झा, राम भरोस कापड़ि 'भ्रमर', विद्यानाथ झा, रमण कुमार झा और शुभा झाकेँ क्रमशः अनुसंधान एवं ज्ञानवर्धक गैर-साहित्यिक आलेख हेतु, मिथिलाक आर्थिक स्थिति आ सुधारपर आलेख हेतु, पत्रकारिता हेतु, मिथिलाक जैविक सम्पदा माछ,मखान,पान आदिक प्रासंगिक आदि विषयपर रोचक आलेख हेतु, मैथिलीक विद्यार्थीकेँ प्रतियोगी परीक्षाक तैयारी हेतु उपयुक्त पोथीक लेखन हेतु आ टीवी पत्रकारितामे प्रशंसनीय विश्लेषणात्मक प्रस्तुतिकरण हेतु देल गेलनि अछि।

विशेष: बी पी एस सी और यू पी एस सीक प्रतियोगिता परीक्षाक तैयारीमे प्रतियोगी सभकेँ मैथिली विषयक लेल समुचित मार्गदर्शन आ पोथी उपलब्ध करबैत छथि।



एहि फोटोमे बामासँ (श्रीमती चित्रा चौधरी, श्री शरदिन्दु

चौधरी, प्रीति शेखर, निशांत आनंद ठाकुर डा श्री जगदीश चंद्र ठाकुर अनिल)



ओहिमे बामसँ दहिन छथि सुशीम मिश्र ( आत्मज सुकान्त साम आत्मज यात्रीजी), दीप्ति शेखर(आत्मजा शशिन्दु चौधरी), शशिन्दु चौधरी,प्रीति शेखर (आत्मजा शशिन्दु चौधरी),निशांत आनन्द (आत्मज जगदीश चन्द्र ठाकुर)नाजा शेखर(आत्मज शशिन्दु चौधरी),श्रीमती चित्रा चौधरी(पत्नी शशिन्दु चौधरी)आ स्वाती शेखर(पत्नी सुशीम मिश्र)

**अपन मंतव्य** editorial.staff.videha@gmail.com **पर पठाउ।**

## मैथिली आ मिथिलाक लेल निर्भीक, स्वाभिमानी, जागरूक, ज्ञानी आ दृष्टि-संपन्न पत्रकार चाही - शरदिन्दु चौधरी



**जगदीश चंद्र ठाकुर 'अनिल'** : भाषा आन्दोलन एवं साहित्य आन्दोलन कोन दिशा मे छै?



**शरदिन्दु चौधरी** : मारिपन काज कहाँ भ' रहल अछि ! काज छै, गाम-गाममे मैथिलीक प्रति लोककें जागरूक बनेबाक, मैथिली पढ़बाक आ पढ़एबाक लेल उचित व्यवस्था करब, पोथी पुस्तकक प्रकाशन आ लोक लग ओकर उपलब्धता सुनिश्चित करब त लोक दिल्ली जाक' फोटो खिचएबामे लागि जाइत अछि, आन्दोलनक नामपर अपनाकें प्रदर्शित करबामे लागि जाइत अछि। जन सामान्यसँ कोनो सरोकार नहि, ए सीमे बैसिक' सर्वहारा आ जन सामान्यक बात करैत लोक अपन व्यवसाय चलबैत अछि। मिथिलामे पान दोकानबला, चाह दोकानबलासँ मैथिलीमे नहि गप करैत अछि, कतहु साइन बोर्ड मैथिलीमे नहि अछि, के देखत?

अधिकांश मैथिल मैथिली भाषाक प्रयोग छोड़ि चुकल छथि, न पढ़ैत छथि,न लिखैत छथि मात्र भाषण दैत छथि- हुनक परिवारमे देखू, हुनक साहचर्यमे रहिक' देखू मैथिल समाजकें मार्गदर्शन करबाक लेल मैथिली पत्रकारिताकें समृद्ध होयब आवश्यक अछि। मैथिलकें, मिथिलाकें आ मैथिलीकें अपन अस्मिताक रक्षा करैत अपन भूभागकें सुसंपन्न बनयबाक लेल पत्रकारिताक धारकें, स्वरकें तेज करहि पड़तैक आ ताहि लेल निर्भीक,स्वाभिमानी, जागरूक,ज्ञानी आ दृष्टि-संपन्न पत्रकार चाही, पत्रकारिता समाजकें प्रभावित करयबला सशक्त माध्यम अछि, पत्रकारिताक काज होइछ समाजकें साकांक्ष राखब आ नीक बाटपर ल' जयबामे मार्गदर्शन करब, गलत अथवा खराब काजक निन्दा करब आ नीक काज करबाक लेल प्रोत्साहित करब, समाजमे पसरल ईर्ष्या,द्वेष,साम्प्रदायिकता,भेद-भाव,जातीयता आदिक चातुर्यपूर्ण ढंगसँ विरोध करैत समाजमे सौहार्द बनौने रहब, शिक्षा, स्वास्थ्य आ समाजोपयोगी सभ सुविधा बहाल रहय ताहि हेतु तथा जनोपयोगी विषयक संचालन,देख-रेख ठीकसँ भ' रहल अछि कि नहि ताहिपर नजरि रखैत ओहि विषयक प्रति जनमानसकें आकृष्ट करब। मैथिलीमे सशक्त दसटा पत्रकार तैयार होथि त मैथिली आ मिथिलाक कल्याण भ' सकैत अछि

**जगदीश चंद्र ठाकुर 'अनिल' :** मैथिलीमे पुरस्कारक राजनीतिपर अपनेक कि कहब अछि?

**शरदिन्दु चौधरी** : राजनीतिक पुरस्कारक माध्यम बनि गेल अछि। साहित्य पुरस्कार नहि देल जाइत अछि। जिनका साथी नीक छनि, हुनका राजनीतिक मजबूतीसँ पुरस्कार भेटैत छनि। यदि तय भ' जाइ छै जे पुरस्कार किनका देबाक अछि, शेष प्रक्रियाक औपचारिकता मात्र होइत अछि। एकटा पैघ विद्वान सम्पादकीयमे लिखने छथि जे मैथिलीक सभसँ पैघ पुरस्कार कीनल जाइत अछि, अगिला बेर हुनका पुरस्कार द' देल जाइत छनि, ओ खुशीसँ ल' लैत छथि आ चुप भ' जाइत छथि

**जगदीश चंद्र ठाकुर 'अनिल'** : की पुरस्कार प्रदान करब अथवा स्वीकार करब अपराध थिक?

**शरदिन्दु चौधरी** : हमर अभिप्राय अछि साहित्य पुरस्कारक निर्णय हो, व्यक्तिपरक नहि, चयन प्रक्रिया स्वस्थ हो से लोककेँ लगबाक चाही,जूरीमे उपयुक्त लोक रहथि आ हुनकापर कोनो दबाब नहि होनि।

रचनाकर्मक उत्कृष्टता सुनिश्चित करबाक बदला साहित्यकार लोकनि पुरस्कार लुझबाक लेल गोल-गोलैसीमे लागि जाइत छथि आ उपकृत करबाक लेल पुरस्कार देल जाइत अछि,से अनुचित अछि।

संस्था सभ सेहो एहि खेलमे शामिल भ' गेल अछि, 'अहाँ हमरा अपन संस्थामे सम्मानित करू, हम अहाँकेँ अपना संस्थामे सम्मानित करब' पैघ खेल चलि रहल अछि, ई उचित नहि अछि।

**जगदीश चंद्र ठाकुर 'अनिल'** : मैथिलीमे वर्तमान ग्रंथ कम्हर जा रहल अछि?

**शरदिन्दु चौधरी** : ग्रंथ त आब लिखा रहल अछि, यद्यपि त ग्रंथक नामपर एकटा खास वर्गक खिधांसमात्र लिखाइत छल। एम्हर सक्रियता कम भेल अछि। बटुक भाइ नहि रहलाह, ओहो किछु सालसँ सक्रिय नहि छलाह, मन्त्रेश्वर बाबू, बैद्यनाथ 'विमल', धीरेन्द्र नारायण झा आ हमरा सक्रियता कम भेल अछि एम्हर नवकृष्ण ऐहिक, राज कुमार मिश्र छथि, हिनका लोकनिसँ बेसी आशा कयल जा सकैत अछि

**जगदीश चंद्र ठाकुर 'अनिल'** : मैथिलीमे अकादमी ओ वै, संस्था, पत्रिका सभपर सत्ता बनि देबाक राजनीति छै, एहिपर अपनेक की कहब अछि?

**शरदिन्दु चौधरी** : सभ ठाम 'ग्रुप' बनि गेल छै। मैथिली आ मिथिलाक कल्याण लक्ष्य नहि तखन अनियमितता हुन भ' सकैत अछि, अतः लेल सक्षम पत्रकारिताक आवश्यकता अछि।

**जगदीश चंद्र ठाकुर 'अनिल'** : मैथिलीमे प्रकाशनक स्थितिपर अपनेक की विचार अछि?

**शरदिन्दु चौधरी** : प्रकाशन त बहुत भ' रहल अछि,किन्तु सार्थक प्रकाशन बीस प्रतिशत मात्र अछि। भाषाक विकास लेल विद्यार्थी आ मैथिली पाठ्यक्रमक अनुरूप पोथी छापल जयबाक चाही। मैथिली

पाठ्यक्रमक पोथी विद्यार्थी वर्गकें उपलब्ध नहि भ' रहल छनि। साहित्यकार आ प्रकाशक दुनूक दायित्व छनि जे पाठकक संख्या निरंतर बढ़य, से सोचथि। लेखनक उत्तम अनुवादक लेल सबसँ पहिल शर्त अछि भाषाक ज्ञान आ शब्द सामर्थ्य, शुद्ध आ प्रांजल भाषा त लेखनक लेल आवश्यक अछिये। मैथिलीक दुर्भाग्य अछि जे जिनका शब्दक ज्ञान नहि छनि, सेहो महान साहित्यकारक कोटिमे आबिक' बैसि जाइत छथि आ हुनक चाटुकार भ' क' ज्ञानी लोक उत' उपस्थित रहैत छथि। एकटा लेखक जखन गुट बना सकैत छथि, गुट बदलि सकैत छथि, पाइ खर्च क' क', पैरवी क'क' पुरस्कार-सम्मान पाबि सकैत छथि त ककर मेहनति क'क' अपन शब्दकें सम्मान नहि द' सकैत छथि? शब्द सामर्थ्यक धनीक साहित्यकारक संख्या आंगुरपर गनबला अछि तखन एतेक रास प्रकाशन कोन काजक?

**जगदीश चंद्र ठाकुर 'अनिल' :** शेखर प्रकाशन की सब कयलक आ वर्तमानमे की सब क' रहल अछि?

**शरदिन्दु चौधरी :** शेखर प्रकाशन प्रकाशक आ मुद्रक दुनू रूपमे काज करैत आयल अछि, 52 टा महत्वपूर्ण पोथी अपना दमपर छपलक, आधा-आधी खर्चपर लगभग तीन दर्जन पोथी छपल अछि।

एकर महत्व भाषा संस्थान,मैसूर,साहित्य अकादमी,दिल्ली आ मैथिली अकादमी, पटना जनैत अछि। प्रतियोगी परीक्षा सभमे मैथिली विषयक संग सफल रहनिहार विद्यार्थी लोकनि जनैत छथि।

साहित्यसँ हुनक उत्तम उल्लेखनीय योगदान हेतु उपयुक्त व्यक्तिकेँ पुरस्कारक रूपमे एगारह हजार टाका,शाल आ प्रशस्ति पत्र देल जाइत छनि। वर्ष 2004सँ 2008 धरि आ 2019 तथा 2022 मे अनुसंधान एवं ज्ञानवर्धक गैर-साहित्यिक आलेख हेतु, मिथिलाक आर्थिक स्थिति आ सुधानयन आलेख हेतु,

पत्रकारिता हेतु, मिथिलाक जैविक सम्पदा माछ,मखान,पान आदिक प्रोसेसिंग आदि विषयपर केन्द्रित आलेख हेतु, मैथिलीक विद्यार्थीकेँ प्रतियोगी परीक्षाक तैयारी हेतु उपयुक्त पोथीक लेखन हेतु आ टीवी पत्रकारितामे प्रशंसनीय विश्लेषणात्मक प्रस्तुतिकरण हेतु क्रमशः श्री पंचानन मिश्र, नरेन्द्र झा,राम स्नेह कार्यी 'अमन',विद्यानाथ झा,नमन कुमार झा और श्वेता झाकेँ ई पुरस्कार देल गेलनि अछि।

**जगदीश चंद्र ठाकुर 'अनिल'** : अपनेक घरमे मैथिलीक की स्थिति अछि?

**शरदिन्दु चौधरी** : हमरा सभ धिया-पुता मैथिली बजैत अछि, मैथिली विषय राखि शिक्षा पढैत स पढाइ ठीकसँ नहि होइत छलै।

**जगदीश चंद्र ठाकुर 'अनिल'** : राज्य सरकार द्वारा पत्रकार लोकनि लेल जे पेंशन योजना स्वीकृत भेल ताहि लेल अपनेकेँ किए नहि प्राप्त भेल?

**शरदिन्दु चौधरी** : हम जखन बुझलिऐ आ आवेदन प्रस्तुत करितहुँ त कहलक समय समाप्त भ' गेलै।

अपन मंतव्य editorial.staff.videha@gmail.com पर पठाउ।

## २.४.कल्पना झा- मैथिली साहित्यक सेवक नहि, मैथिली भाषाक सेवकः शरदिन्दु चौधरी



**कल्पना झा**

### मैथिली साहित्यक सेवक नहि, मैथिली भाषाक सेवकः शरदिन्दु चौधरी

एही वर्ख (२०२२)१६ सँ १९ अप्रैल धरि, तृतीय "चानना रंग उत्सव"क आयोजन चानना समिति पटना द्वारा विद्यापति भवनमे कएल गेल छलए,जे सुधांशु शेखर चौधरी जीकेँ समर्पित छलनि। एहि आयोजनक प्रचार-प्रसार किछु साहित्यिक ह्वाट्सएप समूह सभमे देखलहुँ,त' हमरा मोन लागएल। सुधांशु शेखर जी द्वारा रचित नाटक सभक मंचन सेहो होएबाक घोषणा छलैक। एही "रंग उत्सव"मे हमरा पहिल बेर शरदिन्दु सरकेँ दर्शन भेल। फेसबुक पर मित्र-सूचीमे छलाह,शेखर प्रकाशनमे कएल परिकल्पन पोथीक उपलब्धता

अछि वा नहि,मुदा संदर्भमे गप्प सप्प भेल छलैक मुदा दर्शन नहि भेल छलैक।

ओहि संग उमेश आ गजेन्द्र ठाकुरक "उपमान" पत्रिकाक विमोचनक अवसर पर,आ भेंट एक-दू बेर विद्यापति भवनमे दर्शन भेल,शरदिन्दु सरकेँ। जेना काल देखलियनि,सुनलियनि,एकटा बात ध्यान करलहुँ हम,जे शरदिन्दु सर बाजैत कम छथि,सुनैत बेसी छथि। सामाँ बैसल लोकक आ नव-सिखिनिक □उत्साहवर्धन करैत रहैत छथि आ सभ किछु जेना मान-मर्यादाक ध्यान करैत जाइत छथि। एकदम साधारण पहिरन-ओढ़न। कोनो गपक दिखावा नहि,न ब्रांडेड कपड़ा-लत्ताक,न अपन ज्ञान-बुद्धिक। जखन कि एहि कलयुगमे जेना रहैत छै,मुदा सँ बेसीक दिखावा करबाक चलन छै,चाहे ओ धन-दौलत होअए कि ज्ञान-बुद्धि।

एमहर जखन शरदिन्दु चौधरी जी पर विशेषांक निकालबाक घोषणा सामाँ आएल(फेसबुक पर),त' हुनकर रचना सभ ताकि ताकि पढ़ब शुरू करलहुँ। एहिलेल 'विदेह' टीम साधुवादक पात्र छथि,जे उपेक्षित रचनाकार सभपर विशेषांक निकालबाक प्रयास करैत अछि। एहि सँ लोक ताकि ताकि क' ओहन रचनाकार लोकनिक रचना सभ पढ़ए लागैत अछि। हुनकर रचना पर किछु लिखथि वा नहि लिखथि,से बादक बात।

हँ,त' कहि रहल छलहुँ जे शरदिन्दु जीक सभटा रचना,बात- बात पर बात(१-४),बड़ अजगुत देखल,जेँ हम जनितहुँ,कनिया कक्काक कारामिन,गोवरगणेश, बना-बनी पढ़ि गेलहुँ। हुनकर रचना सभ

यळलाक उयनान्द हुनकन उाहुन ब्यक्तिण्वक मलक र्एटल,जहुन हुनकन दर्शन क' मानम धानधा वनल छलओ। शनदिंहु जीक अधिकांश नवना चूँकि संम्मनधात्मक छनि,गँ सत्य यन आधानित छनि आ हुनकन ब्यक्तिण्वक यनिचय सहा देग छनि।

यथार्थ लिखव मान सत्य लिखव,वउ कOिन काज छै,कानध सत्य अधिक काल कटुओ हाळ्ग छै। आ गँ ळी काज वहुग कम लाक कर्नेग छथि। शनदिंहु सन अयन संम्मनधात्मक याथी "वाग-वाग यन वाग" चानु रागम आ हाय्य ब्यंग्य "ऊँ हम जनिाहुँ"म समाजसँ झउल(विशेष नूयसँ साहित्यिक जगाक) सत्यकँ ग' उजागन कओनहि छथि,काना ब्यक्ति विशेषक नामक संग हुनकन कुकृत्यकँ दखान कनवाम सहा संकाच नहि कओलनि अछि। आ ओाव नहि,अयना विषयम सहा सरएटा स्पष्ट कहि दलनि अछि, "साज्ञाग्" शीर्षक याथीम। अयन दिनचर्या यर्यन्द वमिसक याOकक सामाँ कहि दलनि अछि, घनक साह-सहाळ्क वाग हाअओ, कि गंदा वनगन सिंकम नाखि साह कनवाक वाग,किछु सार्वजनिक कर्नेग संकाच नहि कओलनि अछि। ओहुन स्पष्टवादी लाक रएटव कOिन नहि असंरव वाग छै ओखनूक दिखानायूक्त समयम।

शनदिंहु जी नविग सरएटा याथी यळलाक उयनान्द सावम यउ गलहुँ, ज कान याथी यन समीज्ञात्मक आलख लिखल जाओ। यथार्थ लिखैग वहुग नास नहस्याद्घाटन सहा कओल गल अछि याथी सरएम,जाहि यन वहुग किछु लिखल जा सकैछ। मैथिली संस्था सरएक याल खालल गल अछि,महान साहित्यकान लाकनिक किनदानीक चर्चा रएल

अछि। ओकर नाम मुद्रा देखि/पढ़ि मोन उलबुका सन भेल। अंततः हम निर्णय नहि कऽ सकलहुँ आ शनदिहु सनकेँ जनबा बूझि सकलियनि,हुनक लेखनीक माध्यमसँ आ हुनका साक्षात् देखि/सुनि,ताहि आधार पर अपन मोनमे आएल भावक अभिव्यक्ति कऽ रहल छी, संक्षेपमे।

"बात-बात पर बात-१"मे मैथिली-भाषा,साहित्य आ प्रकाशनसँ अपन बात शुरू करैत अपन मान्यता स्पष्ट रूपेँ रखलनि अछि,जे-"मैथिल मैथिलीक बाधक अछि-दुनू क्षरण,भाषाक क्षरण आ साहित्यक क्षरण।"आ हमर मान्यता अछि जे हिनक एहि मान्यतासँ बहुत लोक सहमति रखताह,हम तँ पूर्णतः सहमति राखैत छी।

तहिना "मूर्खक लाठी माझ कपार"मे मैथिली साहित्यक दुर्दशाक समीचीन विवरण देलनि अछि आ एकर कारण ओ निदान पर सेहो विचार कयलनि अछि। अक्षरशः सत्य लिखलनि अछि-"हमर मैथिलीक दुर्दशा अछि जे जकरा शब्दक ज्ञान नहि छैक सेहो सभ महान साहित्यकारक कुर्सीमे आबिकऽ बैसि जाइत छथि आ हुनक चारण भऽ कऽ ज्ञानी लोक सभ ठाढ़ उपस्थित रहैत छथि।"

मैथिली साहित्यक एहि दुर्गतिक कारणेँ प्रायः हुनक भाव किछु एना बहार भेल छनि-"हमरा एकर कोनो कचोट नहि अछि जे हम मैथिली साहित्यक सेवक नहि छी। हमरा गर्व अछि जे हम मैथिली भाषाक सेवक छी।"

राजनीतिमे जेना राजनीति नहि होइत छै,तेना राजनीति मैथिली साहित्यिक जगतमे व्याप्त छै,पूर्वाग्रह लोलुपतामे कते तरहक खेल सब होइत छै,से सब बहुत लोक देखैत-सुनैत-बुझैत तैयो मौन रहैए। मुदा शरदिन्दु सन ओहो सब देखि/सुनि चुप नहि रहि सकलाह। किंवा ओहो सब देखि/सुनि आहत भेल हेताह,तखनहि एना लिखबाक लेल विवश भेल हेताह। असहनीय स्थिति भ' जाइत छै,तखन मोनक बात स्वतः बहरा जाइत छै। बुद्धिजीवी लोकक संकीर्ण मानसिकताकेँ देखार करैत लिखैत छथि- "सौतिया डाह सँ ग्रसित एक-दोसराकेँ देखबाक प्रवृत्ति, अपन रचनाकेँ मीठ,अनकर रचनाकेँ तीत कहबाक नीति आ गोधियाँबाद,संबंधबाद,गुटबाद एत साहित्यकेँ गीजबाक-मथबाक जे नीति चलल अछि, से साहित्यक संग संग समाजकेँ सेहो पाताल दिस ल' जा रहल अछि।"

ओना एहन बात मर्यादित भाषामे,ककरो अपमानित नहि करैत लिखब कठिन छै,तथापि भाषाकेँ संयमित रखबाक प्रयास कयलनि अछि शरदिन्दु सन,से सराहनीय। मुदा संयमित भाषाक प्रयोगक प्रयास रहितहु कतहु कतहु किछु अमर्यादित भाषाक प्रयोग भ' गेल छनि,जकरा नजरअंदाज नहि कएल जा सकैए। बुद्धिजीवी लोकक द्वारा एहन भाषाक प्रयोग अशोभनीय छै। गारि आ मारिकेँ गप्प मूर्ख लोककेँ शोभा दैत छै। हम क्षमायाचनाक संग ओहो बात लिखि रहल छी। आदरणीय छथि आ सबदिन रहताह शरदिन्दु सन हमरा लेल।

"ओँ हम जनितहुँ"क "ईहो पुरुष अरविन्द"म देखल जाए-"कत महानुरागक दावी रहैत छनि जे नेह टा दुखक खोखल छथि आ शेष सभ पातकी। हुनका सँ गप्प होएत त' ओ एक्क लाइनिए अपना छाटि सभ वर्गक लोककेँ भ्रष्ट प्रमाणित क' देताह। गप्पक क्रमम हुनक वाक्पटुता, दलक संचालन आ विषयक प्रस्तुति देखि होएत, जे वस्तुतः महान छथि आ हुनक आक्रोश उचित छनि। मुदा ओ हुनक खोखल चरित्रक पता लागि जाएत,त' स्वतः थूक फेका जाएत...."सभटा गप्प सत्य लिखल अछि। वास्तवम एहन लोक बहुत छथि मुदा "थूक फेका जाएत..."कनि असहज सन लागल हमरा।

तहिना "हमर आरोप:हुनक नहि दोष"क "ईर्ष्या, द्वेष नहि समन्वय चाही"म ई लिखब कनि अमर्यादित सन लागल-"अहाँकेँ एहिठाम बाँसम बान्हिक' पीटी त' कोना हर्ज नहि ने।"

व्यंग्य वा कटाक्ष रूपम ककरो किछु कहब उचित छै,मुदा स्पष्ट रूपेँ ककरो नाम उजागर करैत एना पिटबाक बात कहब/लिखब एकदमे अशोभनीय कहल जाएत।

"साक्षात्" बात-बातयन बात-४ एकटा नव प्रयोग सन लागल। स्वयं द्वारा स्वयंकेँ साक्षात्कार लेब पाठक सेहो अछि। एकर भूमिकाम लिखने छथि - "कहैत छथि विद्वानक अंग्रेजी पत्रकारिताक भीष्म पितामह पंडित स्व. दीनानाथ झा-ईरबन्धु लेनिहारकेँ बाद देबए पड़ैत छैक। जहन बात गहन माछ।" एहि हिसाबेँ,स्वयंकेँ देल बात सँ स्वयं माछ सन हँसब,पाठक। आगाँ एही भूमिकाम ईहो बात कहने छथि - "प्रस्तुत साक्षात्कार स्वयं हम अपन लेल छी साक्षात्कार

लवाक अनुरक्तक कानमे। देखी सुनैत अछि कि नहि।" खूब सुनल अछि सभ। एकदम बवाक ऊँटनब्बू अछि।

एहि भूमिकामे एकटा निवेदन करनि अछि जे सभ पत्र-पत्रिका मे एकटा साक्षात्कार अवश्य राखल जाए।

ऊपी दर्पण जकाँ हाऊत ठीक। से सभ।

हिनक निवेदनकेँ गम्भीरतासँ लेल जाए से हमर निवेदन ।

आ शिवदित्त सभसँ निवेदन जे एहिना निर्भीकतापूर्वक आगाँ सेहो नव-नव संस्मरण लिखि पाठकक सामाँ परसैत रहथि। साहित्यिक जगतमे व्याप्त राजनीति,पुरस्कार लोलुपताक खिस्सा सभसँ पाठकगणकेँ अवगत करबैत रहथि,जाहिमे मैथिलीक प्रतिष्ठित संस्था सभक सेहो संलिप्तता रहैत छै।

अपन मंतव्य editorial.staff.videha@gmail.com पर पठाउ।

**२.७.नाम स्नेह कार्यी 'अमन'- हमर स्नान-पियासक स्वर: शिवदित्त चौधरी**



**नाम रमेश कार्कि 'अमन'**

**हमर ज्ञान-पिपासाक स्रोत: शरदिन्दु चौधरी**

हमरा मोन नहि अछि- शरदिन्दु चौधरीसँ कहिया भेंट भेल, हेल-मेल बढल आ बादमे अन्तरंग भऽ गेलहुँ। हम नेपालमे, जनकपुरधाममे मैथिली भाषा, साहित्यक एकटा जिज्ञासु पाठक रहलहुँ अछि। किछु पढबाक, जानबाक ललक हमरा मैथिली पुस्तक विक्रेताक पाछाँ बेहाल करौने रहल। ई आदति हमरा हाइस्कूलक पढाइसँ लागि गेल रहए।

डॉ. धीरेन्द्रक सान्निध्यमे मैथिली पुस्तक, विक्रेता आ भेटबाक स्थान सेहो स्रोत होइत रहल आ हम ओकरा लेल उपयोग होइत रहलहुँ। पहिने ओ दनरंगाक टावर चौक लग ग्रन्थालय प्रकाशन हमर स्रोत रहए। जे पुस्तक खोजी ओ सेहो उपलब्ध करबैत रहलाह। ओकरा बाद मिथिला पुस्तक भण्डार आ सेहोसँ बेसी स्रोत बनलाह आदरणीय रमानन्द रेणुजी।

हम आगाँ बढैत गेलहुँ। कैम्पसमे गेलहुँ। ओकरा बाद पढाइक संगहि हमर लेखन सघन रूपसँ आगाँ बढल। सन् १९६४ मे छपल

हमन वालकथा 'ञ्ञमाख्यान वालक' सँ मिहिनक लखक वनलहुँ आ गकना वन्न हाउवा धनि दर्जनां लख-नचना प्रकाशित हाञ्ञा नहल। गाहू वीच अनकां जिज्ञासा उठेग नहल आ गकना शान्द कनवा लल पूस्तक निक्रगा आ एश्चानकँ खाजैग नहलहुँ।

गाही खाजीक क्रमम हमना शनदिहुजी सँ ऐंट एल। हमना लगैग अछि यनिचय मिहिन कार्यालयसँ एल छल। आभियगा हुनका घनम सजायल पूस्तक सरक वीच वठल ज हमन ज्ञानयियाशाक महत्वपूर्ण स्राग छल।

मैथिलीक ननप्रकाशन हाञ्ञक, शब्दकाष हा अथना काना संग्रह शनदिहु चौधनीसँ हम प्राप्त कनैग नहलहुँ। हम अयन पूस्तक सहा हुनका निक्रयक हगु दैग नहलहुँ। ओहिम दुनू दिश ओकटा सम्बन्ध निकसित एल ज़ा ओखन धनि वहन अछि।

पूस्तकक निक्री-निगनक्षम ओकटा सरसँ यैघ अननाध हाञ्ञछ- किगाव लs कs- निक्रगाक गकन याञ्ञ सास एs नचनाकानकँ दवs नहि चाहवा। ञ्ञी दुर्गुण लगरग सर निक्रगाम दखल गेल अछि। जहाँ धनि शनदिहु जीक सवाल छैक हमना कठिनाञ्ञी नहि एल। सामान्यगः हम अदला-वदलीक नुयम पूस्तकक लन-दन कनैग नहलहुँ अछि। हमन आनश्यक पूस्तक हुनक 'शेखन प्रकाशन'सँ लs लैग छी, गहिना अयन प्रकाशन दs दैग छियनि। ओहिसँ काना कठिनगा नहि हाञ्ञग अछि।

शनदिहु चौधनीक नाम वहुगा मैथिली सनीक लल अनान लागि सकैग छैक। गकन कानक छैक हुनक लखनी। ज़ा सामान्यगः मालाहिजा कs ककना कृगि, व्यक्तित्व ना काननामाकँ लिखवाक जनूनगि नहि वूसलनि। ज कही ठाँउ यटाका। ओहिसँ सम्वन्धिग यउकँ छनछना कs

लागब अस्वाभाविक नहि। ई काज हुनकर नीक छन्हि से हमरा कहब नहि, तखन सत्य बात अवश्य लिखी मुदा कोनो रोषा आ साहित्यक हल लिखी तकर स्थान हयब जरूरी। आ कखन किछु लिखी तकरा महत्त्व कएल जएबाक चाही। तकर विचार नहि तखन ओ अनेर विवादित भऽ जाइत छथि। जखन कि हुनक उद्देश्य प्रायः ककरो चोट पहुँचाएब नहि रहैत छन्हि, अनटोटल बातकेँ मात्र विरोध करब रहैत छन्हि।

जहिया मधुकान्त जीक सहयोगे ओ समय-साल निकालैत छलाह तहिया अपन कटाक्षपूर्ण टिप्पणीसँ कतेकोकेँ नजरिमे खटकैत रहलाह। हम यद्यपि नियमित हुनक आग्रहपर लिखैत रहलहुँ समय-सालमे। कहियो कोनो तरहक असुविधा नहि भेल।

हुनक टिप्पणी सदे अबैत रहैत अछि। खास कऽ ग्रंथ विश्लेषण हुनक कलम नीक चलैत छन्हि। मुदा ग्रंथ जतऽ विवाद उत्पन्न करैत छैक, हुनक ग्रंथ कतेकोकेँ सुहाइत जकाँ लगैत छैक आ तेँ अनदिहुजी कतेकोकेँ नजरिमे खटकैत रहलाह अछि।

ओ किताब लिखैत छथि, पुस्तकक सम्पादन करैत छथि, पत्रिका सभक सम्पादन करैत रहलाह अछि- एहि मानेमे ओ साहित्यकार, पत्रकार आ नीक सम्पादक छथि। मनुक्खकेँ चिह्नबाक हुनक नजरि 'ताकहुनक आँखि' जकाँ तेज थिक। आ हुनक ईएह नव आ ग्राह्य शैलीक कारणेँ हमहूँ एक बेर उपकृत भेल छी।

मोन पड़ैत अछि २००६ साल नवम्बर ३ क ओ दिन जखन हमरा 'लेखन सम्मान' भेटल छल। आवश्यक नहि साहित्य अकादमी, प्रबोध साहित्य सम्मान अथवा आन कोनो कथित प्रतिष्ठित सम्मान सम्मान मात्र होइत अछि। कोनो संघ-संस्थाक निष्ठापूर्वक देल

आएल सम्मान आन कोनो विवादित सम्मान-पुरस्कारसँ बेसी महत्व रखैत अछि।

ई लेखन प्रकाशनसँ प्राप्त हुनक ओ सम्मान ई पूर्व मुख्यमंत्री जगन्नाथ मिश्रक हाथे देल छल जाहिमे उद्धृत वाक्य हुनकर ऊर्जा उत्पन्न करैत छल- आखिर हुनक काजकेँ एहि तरहेँ मूल्यांकन तँ देल अछि। निश्चय एहि प्रक्रियामे गठित चयन समितिक हाथ रहि सकैछ, मुदा शरदिन्दु चौधरी सँ हुनक एतेक नजदीक सम्बन्ध, हुनक साहित्य, हुनक पत्रकारिता (३९ वर्षसँ गामघर साप्ताहिकक निरन्तर प्रकाशन)क वास्ते हुनका सम्पर्क कोनो मानदण्ड बनएबामे सहायक देल हेतैक। कहबाक अर्थ- मात्र कहू बात नहि, प्रतिष्ठाक मूल्यांकनक नजरि आ परिवार सदा छथि शरदिन्दुजीमे ई हुनका आनसँ फूट बनबैत अछि।

शरदिन्दु चौधरी विभिन्न परीक्षामे शामिल होइ बला परीक्षार्थी लोकनिक हेतु सन्दर्भ सामग्री सेहो उपलब्ध करैबाक काज करैत आएल छथि ई महत्वपूर्ण देल करैत अछि। एखन मैथिली साहित्यक विक्री वितरणक काजमे लेखन प्रकाशनक माध्यमसँ करैत ओ रहल हुनक काज सराहनीय मात्र नहि बहुतोकेँ लेल सन्दर्भ ग्रन्थक उपलब्धिक स्रोत उपलब्ध करैबाक काज थिक जाहिसँ हिनक प्रतिष्ठा बढ़ल अछि।

एहिठाम एकटा आन घटनाक चर्चा करब ई हमरा बड्ड प्रासंगिक लगैत रहए। नेपालमे मधेश आन्दोलन जोरीमे रहैक। लगभग डेढ़ दशक पूर्वक बात छी। स्थानीय मिडियामे एहि आन्दोलनकेँ नेपालसँ फूट होएबला आन्दोलन बता एकटा भ्रम सृजन कयल जाइत रहै। अथवा कहि सकैत- स्थानीय मिडिया एहि आन्दोलनकेँ

गम्भीरतासँ बूझि नहि पौने रहए। एखन ओएह नियार भेलै जे स्थानीय मिडियाकेँ मधेश आन्दोलनक वास्तविकतासँ अवगत कराओल जाए। आ साथी लोकनि ओहि काजमे हमरा चुनलनि। हुनका सभकेँ ई विश्वास रहनि जे पटनामे हमरा नीक सम्बन्ध अछि, ताहिसँ पत्रकार लोकनिक ध्यानमे आ बातकेँ बुझबाक गम्भीरतामे ई सहायक होयत।

हम सभ पटना गेलहुँ। हमर लक्ष्य रहए- शरदिन्दु चौधरी, जनिक सहयोगसँ पत्रकार सभकेँ भेटाओल जा सकैछ। रातिमे २ बजे उरायन पहुँचलहुँ। घनघोर वर्षा। दोसर दिन कार्यक्रम रखबाक नियार। समयक निर्धारण भेल। जे स दिनसन भेल तँ भोर शरदिन्दुजीकेँ सभ बात कहलियनि। ओ हमरा निश्चिन्त कयलनि, हम सम्पर्क करै छी। हम संतुष्ट तँ भेलौं मुदा निश्चिन्त नहि। कारण ओतेक कम समयमे पत्रकार लोकनि की आबि पओताह। तेँ ओकरा कोठरीमे पाँच-छबटा कुर्सी लगा। अन्दाज करए लगलहुँ। प्रायः ६ बजेक समय रहैक। कहबाक जरूरति नहि- समयपर पत्रकार सभक जे भेटब शुरू लागल तँ अगल-बगलसँ कुर्सी आदि खोजि बैसबाक व्यवस्था करए पड़ल रहैक। प्रिंट आ इलेक्ट्रानिक मिडियाक पत्रकारसँ कोठरी भरि गेल रहैक। मोन प्रसन्न भए गेल रहए। एखन हम मधेश आन्दोलनक सत्य सभक सामने रखने नहिऐक जे दोसर दिनक भोरका संस्करणमे लगभग सभ अखबारमे छपल छल। ओतहु हमरा शरदिन्दु चौधरीक आपस्ता नीक सहयोग करैत रहए। अर्थात् ओ मात्र कथाकार नहि, मित्र सभक हेतु खूब बनि जाइत छथि।

ई सभ छै जे मैथिली साहित्य हुनका ओतेक महत्व नहि देलकनि जकर ओ हकदार रहलाह अछि। एखनो हुनक एकांत सेवा मैथिली

प्रकाशन उत्तम सदैव प्रशंसित रहलनि- रहबाक चाही। हम हुनक सभाक अभिनन्दन निष्ठानक कामना करैत छी।

**अपन मंतव्य** editorial.staff.videha@gmail.com **पर पठाउ।**

**२.६.जगदीश चन्द्र ठाकुर 'अनिल'- उहिना नहि गमसाइत छथि शरदिन्दु चौधरी**



**जगदीश चन्द्र ठाकुर 'अनिल'**

**उहिना नहि गमसाइत छथि शरदिन्दु चौधरी**

आर्यावर्त बंद भऽ गेलै.

नोकरी छूटि गेलनि.

दिल्ली, मुंबइ कि कोलकाता नहि गेलाह.

पटनेमे रहिकऽ जीविकोपार्जनक लक्ष्य बनौलनि,

लेखन प्रकाशनक कलनि स्थापना

आनन्द कलनि मैथिलीक सत्ता

पोथी प्रकाशन आ पोथी विक्रयक काज

साहित्यकार लोकनिसँ छलाह परिचित

सबहक सहयोगक नहि प्रयास

किछु गोटे कनवा कलखिन

निष्ठापूर्वक सहयोग

किछु गोटे छपा लेलखिन पोथी

द'क' किछु पाइ

गेलखिन से घुमिक' फेर नहि एलखिन

नै देलखिन शेष राशि

नै ल' गेलखिन शेष किताब

किछु त ल' गेलखिन सस्ता किताब

द'क' मात्र आश्वासन

शीघ्र राशि पठयबाक

ताकित नहि गेलाह हुनक वाट

मासक मास आ सालक साल

एहन स्थिति कहु त तामस काना न हतनि !

एकटा सज्जन

हिनका याथी

दव न कलखिन

आ मंचयन वाजि दलखिन

ज हल्लाँजी एखन तक याथीक दाम नै दलनि

एहन स्थिति कहु त तामस काना न हतनि !

निशेषांक लल एकटा संस्थाक काज कलनि

यानिश्रमिकक वदला योलनि

दु सय अस्सी टाकाक चक

एहन स्थिति कहु त तामस काना न हतनि !

एकटा संस्था कलकनि

यूनस्थान दवाक घाषणा

𑒏𑒯𑒪𑒐𑒱𑒢 𑒁𑒡𑓂𑒨𑒏𑓂𑒭

𑒯𑒳𑒢𑒏𑒰 𑒠𑒹𑒥𑒢𑒱 𑒣𑒳𑒩𑒮𑓂𑒏𑒰𑒩 𑒞

𑒧𑒰𑒯𑒳𑒩 𑒐𑒰𑒏' 𑒧𑒩𑒱 𑒖𑒰𑒨𑒥 𑒯𑒧

𑒍𑒯𑒢 𑒮𑓂𑒟𑒱𑒞𑒱 𑒏𑒯𑒴 𑒞 𑒞𑒰𑒧𑒮 𑒏𑒼𑒢𑒰 𑒢 𑒯𑒼𑒢𑒱 !

𑒗𑒰 𑒁𑒣𑒢 𑒩𑒔𑒢𑒰𑒏 𑒣𑓂𑒩𑒬𑓀𑒮𑒰

𑒚𑒮𑓂𑒧 𑒞𑒰𑒧𑒮𑒿 𑒏𑒩𑒟𑒱 𑒮𑓂𑒫𑒨𑓀

𑒗𑒰 𑒁𑒣𑒢 𑒣𑒰𑒟𑒲𑒮𑒿 𑒫𑒮𑒲

𑒧𑒯𑒞𑓂𑒫𑒣𑒴𑒩𑓂𑒝 𑒢𑒰𑒧𑒯𑒱 𑒏𑓀 𑒥𑒴𑒗𑒟𑒱

𑒍𑒯𑒢 𑒮𑓂𑒟𑒱𑒞𑒱 𑒏𑒯𑒴 𑒞 𑒞𑒰𑒧𑒮 𑒏𑒼𑒢𑒰 𑒢 𑒯𑒼𑒢𑒱 !

𑒣𑒞𑓂𑒩𑒏𑒰𑒩𑒱𑒞𑒰- 𑒡𑒩𑓂𑒧𑒏 𑒣𑒰𑒪𑒢 𑒢𑒻 𑒏𑒩𑒞𑒰 𑒗𑒰

𑒮𑒧𑓂𑒣𑒰𑒠𑒏𑒲𑒨𑒧 𑒯𑒼𑒙𑒰 𑒪𑒹𑒏𑒱𑒢 𑒩𑒏𑓂𑒭 𑒁𑒫𑒬𑓂𑒨

𑒬𑒳𑒠𑓂𑒡-𑒬𑒳𑒠𑓂𑒡 𑒪𑒱𑒐𑒥𑒰 𑒏𑒩 𑒥𑒠𑒪𑒰

𑒏𑒩𑒟𑒱 𑒑𑒼𑒪𑒻𑒮𑒲

𑒣𑒳𑒩𑒮𑓂𑒏𑒰𑒩 𑒪𑒴𑒙𑒥𑒰 𑒏𑒩 𑒐𑒰𑒞𑒱𑒩

𑒢𑒏𑒪 𑒩𑒯𑒟𑒱 𑒗𑒰

ओहेन स्क्रिगिम कहु ग गामस कांना न हगनि !

क्षा जीनिग अयना नामयन

चलावथि यूनस्कान

क्षा नवना नहि छयलायन

ए जाथि

मानि कनवाक लल गैयान

किया अयन अयकर्मक

मानथि सदाचान

ओहेन स्क्रिगिम कहु ग गामस कांना न हगनि !

मिथिला आ मैथिलीक वाटयन काँट वहुग अछि

स क वूसग ! स क दखग ! कहिया दखग !

वहुग वाग अछि शेष वढावय नक्क चाय ज

उहिना नहि गमसाञ्ज्ञग छथि शनदिहु चौधनी !

-संयर्क-8789616115

**अयन मंतव्य** editorial.staff.videha@gmail.com **यन यठाउ।**

## २.१.विभा रानी- शरदिंदु भाउजीक गप्पीन सिद्धांतप्रियता!



## विभा रानी

## शरदिंदु भाउजीक गप्पीन सिद्धांतप्रियता!

मैथिली हमर भाषा नहिं छल. हमरा घर म सब किओ हिंदी बाजै छल. हमर मोहल्लावाला सब बच्ची- बलिया स' माउण्टेन क' क आएल छल. ओ सब भोजपुरी बाजैत छल. हमरा कान म मात्र हमर घर म पूजा करावए लेल आवएवाला पंडित जी बड़का मा छलखिह, जिनका स' हम सब शुद्ध मैथिली सुनैत छलहुं.

बीए म गेलाक बाद बोध भेल जे मैथिली सीखबाक चाही. असल म, जखन हम आनक कॉलेज म गेलहुं त' टीचिंग स्टाफक अधिकतर सब किओ मैथिलीए म बाजय छलखिह. आब हुनका हिंदी म जवाब देनाई अथवा हुनका सब स' हिंदी म गप्प करनाई हमरा बड़ अजूर लागै छल. अही अजूरक चक्कर म हम भोजपुरी सीखि गेल छलहुं. कलकत्ता म बांग्ला सीखि गेलहुं. महाराष्ट्र म मराठी नहिं सीखि सकलहुं, कियेक त' ओहि ठां लोग आउत हिंदी- अंग्रेजी म गप्प करैत रहलथि आ हमहु एक गोट सूरीनामन कोना पाकि क' अजगर बनि यति नहि गेलहुं.

मुदा उा कॉलजक दिन छलै. गैं हम गय कएल ज हम आव मैथिली सीखव. टूटल- फूटल मैथिली वाज' लागल छलहुं. आव जहन वाज' लागलहुं, त' दिमागी कीडा काटय लागल. एक गोट कथा सहो लिखि ललहुं. मुदा, एाक ट्यास नहिं छल अपन मैथिली यन. साउान क जनमल वंग हादा म कहल ज एहन दाही त' हम कहिया दखव नहिं कएल. यादि हमन स्थिति छल. मान हूदवूद क' नहल छल ज की कनी? घन म आर्यावर्त अवैत छल. उाही म एक गोट विज्ञायन दखल- मिथिला मिहिनक ननानिया लखन अंक लल. आव हूदवूद्धी कश्मश्री म वदलि गेल. हम त' हाञ्जी ननानिय छी. हमन ञ्जी यहिल कथा अछि. उमिन म सहो नव छी. एम ए म यदि नहल छी. त' सरु मामिल हिट. कथा लिखि लन छलहुं. की लिखन छलहुं, सहो नहिं वूसल छल. मात्र ञ्जीयाहि टा वूसल छल ज हम मैथिली म एक गोट कथा लिखि नन छी.

हून सएह यउ प्रश्न! दखावी ककना स'? वह्रा मा यंती जी त' अहि म सहायक नहिं हगाह. मान एलाह दासन मा जी. संद्रल वैंक □ह ञ्जतिया म काज कनै छलाह. वउ गर्व स' अपना क कहैत छलाह ज हम CBI म काज कनै छी. लाक सरु चौंक जाए छलै- आंय! CBI ? मान संद्रल वूना □ह ञ्जवस्तिगेशन?' उा शुद्ध मैथिली वाजै छलखिह यूना यनिनान सहित. हमन घनक साम म आएल छलाह किनाया यन. ननयूवक. तुनंत वियाह हल छलहि. कनिया सहो खांटी मैथिली वजै छलखिह. कॉलजक स्याह क वाद मा जीक कनियां स' हमन स्याकन मैथिलीक अप्यास चलि नहल छल.

𑒋𑒏 𑒠𑒱𑒢 𑒮𑒰𑓀𑒗 𑒧 𑒖𑒐𑒢 𑒍 𑒥𑒻𑓀𑒏 𑒮' 𑒒𑒴𑒩𑒪𑒰𑒯, 𑒯𑒧 𑒯𑒳𑒢𑒏𑒰 𑒍𑒯𑒱 𑒚𑓀 𑒣𑒯𑒳𑓀𑒔𑒱 𑒑𑒹𑒪𑒯𑒳𑓀. 𑒍 𑒔𑒳𑒞𑒰 𑒯𑒳𑓀𑒖𑒰𑒏 𑒢𑒰𑒬𑓂𑒞𑒰 𑒏' 𑒩𑒯𑒪 𑒕𑒪𑒰𑒯. 𑒯𑒧 𑒯𑒳𑒢𑒏𑒰 𑒮' 𑒏𑒯𑒪𑒱𑒨𑒢𑓂𑒯𑒱 𑒖𑒹 𑒯𑒧 𑒋𑒏 𑒑𑒼𑒙 𑒧𑒻𑒟𑒱𑒪𑒲 𑒧 𑒏𑒟𑒰 𑒪𑒱𑒐𑒪𑒯𑒳𑓀𑒋. 𑒁𑒯𑒰𑓀 𑒏𑒢𑒏 𑒍𑒏𑒩𑒰 𑒖𑒰𑓀𑒔𑒱 𑒠𑒹𑒥𑒻?'

𑒍 𑒏𑒯𑒪𑒢𑓂𑒯𑒱- '𑒯𑒧 𑒞' 𑒢𑒰𑒏𑒢𑒱𑒨𑒰, 𑒥𑒻𑓀𑒏 𑒫𑒰𑒪𑒰 𑒂𑒠𑒧𑒲 𑒕𑒲. 𑒥𑒻𑓀𑒏𑒱𑓀𑒑𑒏 𑒣𑒢𑒲𑒖𑒰𑒏 𑒢𑒲𑒖𑒢𑒱𑓀𑒑 𑒙𑒮𑓂𑒙 𑒣𑒴𑒕𑒥 𑒞' 𑒥𑒞𑒰 𑒠𑒹𑒥. 𑒄 𑒐𑒱𑒮𑓂𑒮𑒰- 𑒏𑒯𑒰𑒢𑒲 𑒮𑒦 𑒯𑒧 𑒏𑒲 𑒖𑒰𑒢' 𑒑𑒹𑒪𑒯𑒳𑓀?

𑒯𑒧 𑒯𑒱𑒧𑓂𑒧𑒞𑒱 𑒢𑒯𑒱𑓀 𑒯𑒰𑒩𑒪. 𑒏𑒯𑒪- '𑒏𑒟𑒰 𑒢𑒯𑒱𑓀, 𑒁𑒯𑒰𑓀 𑒏𑒢𑒏 𑒩𑒰𑒭𑒰 𑒔𑒏 𑒏' 𑒠𑒱𑒨𑒆.'

𑒯𑒳𑒢𑒏𑒢𑒰 𑒮𑒖𑓂𑒖𑒢𑒞𑒰: 𑒯𑒱𑒧𑓂𑒧𑒞𑒱 𑒥𑒜𑒪𑒢𑓂𑒯𑒱. 𑒮𑒏𑒰𑒢𑒱 𑒪𑒹𑒪𑒢𑓂𑒯𑒱. 𑒯𑒧 𑒯𑒳𑒢𑒏𑒰 𑒁𑒣𑒢 𑒯𑒮𑓂𑒞𑒪𑒱𑒐𑒱𑒞 𑒏𑒟𑒰 𑒠' 𑒠𑒹𑒪𑒱𑒨𑒻. 𑒞𑒯𑒱𑒨𑒰 𑒏𑒰𑒢 𑒏𑒧𑓂𑒣𑓂𑒨𑒴𑒙𑒩 𑒂 𑒙𑒰𑒃𑒣𑒱𑓀𑒑𑒏 𑒫𑓂𑒨𑒫𑒮𑓂𑒟𑒰? 𑒠𑒴 𑒠𑒱𑒢 𑒥𑒰𑒠 𑒤𑒹𑒩 𑒮𑒰𑓀𑒗 𑒧 𑒯𑒧 𑒯𑒳𑒢𑒏𑒰 𑒍𑒯𑒱 𑒚𑓀 𑒣𑒯𑒳𑓀𑒔𑒪𑒯𑒳𑓀. 𑒏𑒯𑒪- '𑒏𑒟𑒰 𑒠𑒹𑒐𑒱 𑒢𑒢 𑒯𑒰𑒨𑒥 𑒞' 𑒠' 𑒠𑒱𑒨𑒾. 𑒯𑒧 𑒍𑒏𑒩𑒰 '𑒧𑒱𑒟𑒱𑒪𑒰 𑒧𑒱𑒯𑒱𑒩' 𑒧 𑒣𑒚𑒹𑒥𑒰𑒏 𑒮𑒼𑒔𑒢 𑒕𑒲. 𑒞𑒰𑒩𑒲𑒐 𑒠𑒹𑒪 𑒕𑒻. 𑒋𑒐𑒢𑒱 𑒯𑒧 𑒋𑒏𑒩𑒰 𑒯𑒨𑒢 𑒏𑒩𑒥, 𑒞𑒐𑒢 𑒣𑒚𑒰𑒨𑒥. 𑒞𑒰𑒏 𑒮' 𑒧𑒡𑒳𑒥𑒢𑒲 𑒮' 𑒣𑒙𑒢𑒰 𑒣𑒯𑒳𑓀𑒔' 𑒧 𑒮𑒹𑒯𑒼 𑒮𑒧𑒨 𑒪𑒑𑒞𑒻.'

𑒂𑒥 𑒪𑒼𑒏 𑒮𑒦 𑒪𑒼𑒏 𑒏𑒲 𑒯𑒹𑒪𑒰𑒯 𑒖𑒹 𑒁𑒢𑒳𑒫𑒰𑒠 𑒏𑒩𑒲 𑒂 𑒞𑒏𑒩 𑒏𑒰𑒖 𑒏' 𑒠𑒻𑒟. 𑒧𑒳𑒠𑒰, 𑒍 𑒯𑒧𑒩 𑒙𑒰𑒃𑒧 𑒪𑒰𑒃𑒢 𑒮𑒳𑒢𑒪𑒢𑓂𑒯𑒱 𑒂 𑒍𑒯𑒱 𑒯𑒱𑒮𑒰𑒥 𑒏𑒩𑓂𑒖𑒰𑒢 𑒏' 𑒠𑒹𑒪𑒢𑓂𑒯𑒱. 𑒯𑒧 𑒏𑒢𑒏 𑒂𑒬𑓂𑒔𑒩𑓂𑒨 𑒯𑒹𑒪𑒯𑒳𑓀 𑒖𑒹 𑒪𑒰𑒪 𑒣𑒹𑒢 𑒮' 𑒣𑒖 𑒮𑒦 𑒔𑒱𑒢𑓂𑒯𑒲- 𑒔𑒰𑒟 𑒢𑒯𑒱𑓀 𑒯𑒹𑒪 𑒕𑒪. 𑒏𑒰𑒙𑒴- 𑒏𑒰𑒙𑒴 𑒢𑒱𑒬𑒰𑒢 𑒪𑒰𑒑𑒪 𑒕𑒪𑒻.

से त' एखनो लोक सभ निशान साधि दैत छथि आ हम तकरा लेल तैयार सेहो नहि छी.

कथा चयन कएल आ 'शुरु सँ शुरु' कथा 'मिथिला मिहिर' के पठा देलियैक. कोनो जबाब नहिं आयल. हमर हुदबुद्दी बढ़' लागल छल. मुदा कहै त' ककरा से कहै? ककरो कह' मे सेहो संकोच होइत छल जे कहीं जे हम कथा लिखलहुँए. ओना हिंदी मे लिखबाक शुरुआत भ' गेल छल. मुदा लिखबाक काज कोनो नोटिस करबाला काज त' होइत नहिं छै.

आ एक दिन डाक सँ हमर नाम सँ डाक पहुँचल. पहिया अपना नाम चिट्ठी सेहो एक गोट अजगुत घटना होइत छलै. पहिया चिट्ठी सेहो कयन □रु क' क अबै छलै. हमर डाक सेहो आएल. पता चलल जे 'मिथिला मिहिर'क 'नवतुरिया लेखक विशेषांक'क पहिल अंक मे हमर कथा 'कौआरंकनी' छपल अछि. हम त' मारे खुशी के बताह भ' गेलहुँ. सांझ मे मा जी के देखेलहुँ. ओहो बड़ प्रसन्न भेलाह आ हमर मैथिली लेखनक यात्राक शुरुआत भ' गेल.

आब कहै छी जे एतेक बेघ नाम कहानी हम कियैक लिखलहुँ? 'जाना था जापान, पहुँच गए चीन, समझ गए ना!' लिख' आएल छलहुँ हम शरदिंदु शेखर चौधरी पर आ लिख' लगलहुँ अपन कथा पर. मुदा से नहिं छै. शरदिंदु शेखर चौधरी पर लिख' लेल आ हमरा संग हुनकर कोन नाता छलै, से बुझबा लेल एतेक बेघ भूमिका सँ पास होयब जरूरी छै.

शरदिंदु शेखर चौधरी ओहि समय 'मिथिला मिहिर' मे छलाह. मैथिली मे लिखबाक संकट कोना आइका संकट नहिं छै. ओहु समय मे नवतुरिया लोक सभक आगम कम छलै. एकरा बढ़ावा देब' लेल 'मिथिला मिहिर' केँ योजना निकाललक आ एकर जिम्मा शरदिंदु शेखर चौधरी आ टीम पर द' देल गेलै.

हालहुँ छै स्वाभाविक रूपें जे कोना योजना निकलला पर ओही बहाने रचनाकर्म स' जाहुँ छै, जेना कथा- लेखन कम रहला पर प्रभास कुमार चौधरी आन- आन लोक सभ संगे मिलि क' 'सगर राति दीप जरय' केर आंदोलन शुरू कलहि, एखनि श्रीधरम आ अंतिका प्रकाशन उपन्यास लेखन के बढ़ावा देब' लेल 'लक्ष्मी- हरि स्मृति उपन्यास लेखन' योजना कार्यान्वित क' रहल छथि. 'मिथिला मिहिर' मे सेहो नवतुरिया लेखन अंक लेल बहुत रास कथा सभ पहुँचल छलै.

हमरा बहुत बाद मे पता चलल जे हमर कथा 'कोआरकनी' कोना क' पहिल अंक मे छपलै. आब हम कहब जे ओहि समय कोना साहिल मीडिया त' छलै नहिं जे लोक आओर पता क' लेथु जे हमलां व्यक्ति के छै? सम्पादक लग मात्र रचनाकारक रचना छलै. आ तेँ त' नवतुरिया लेल छलै, तेँ आओर पता लगायब मुश्किल जे के सभ के आ की छथि.

हमर कथा शरदिंदु राहुँ के बहुत पसंद पड़लनि. हुनका संगे समूहतः अग्निपुष्प जी सेहो छलखिह. आओर एक दू गोट सेहो, जिनकर नाम हमरा मोन नहिं. सम्पादक मंडलक पैघ- पैघ लोक सभ लेल तेँ छलै जे तेँ कोन विशेष बाती? कोना सनसन नहि.

एहि उमेर मे होइत ई अछि जे हम बूझैत छी। हमरा चीनी त कम अछि। (थोर मात्र मिठाइ या चीनी खायल करब त ओ अपने ठीक भऽ जायत। किछु लोक सभ सेहो ओहन परामर्श दैत छथि।

मगर ई बात बिल्कुल नहि। नीक परीक्षण और कुशल चिकित्सक सँ परामर्श आवश्यक अछि ओहि स्थिति मे। हँ, खान पीन ओहन जरूर होयबाक चाही जे कार्बोहायड्रेट कनी कम( प्रति दिनक लेल समुचित ग्लाइसेमिक लोड अनुरूप)। ओहन अनाज जाहि मे प्रोटीन इत्यादि ज्यादा होइक आ कार्बोहायड्रेट बहुत ज्यादा नहि। हरियर तरकारी सब, शुष्क फल सभ( नट्स)। जकर ग्लायसेमिक इंडेक्स और तदनुरूप शुद्ध ग्लाइसेमिक लोड कम होइक ओहन फल सभ सेहो खा सकैत छी।

मधुमेह बिमारी बिल्कुल छुटय तरह भऽ जा सकैत अछि हँ अपन खान पान ग्लाइसेमिक इंडेक्स और ग्लाइसेमिक लोड आधारित उपयुक्त डाइट लेनाइ प्रारम्भ करैत छी।

ओना कुशल चिकित्सक सँ परामर्श आवश्यक अछि एहि सभ लेल।

६

**मधुमेह बिमारीक चारिम अवस्था(stage)**

एखन तक रक्तक ग्लूकोज स्तर क्रमिक रूप सँ बढि रहल अछि, इन्सुलिन सेहो बढि रहल अछि कारण कोशिका द्वारा

प्रतिरोधक क्रम सदा बढ़ि रहल अछि। यद्यपि एखन तक कोनो खास अधिक गंभीर लक्षण परिलक्षित नहि अछि मुदा हम सब एकरा बिल्कुल हल्लुक म लैत छी।

आब एहन चरण क बाद रक्त परीक्षण म खाली पेट म शुगर स्तर १२७ तक मुदा नाश्ता भोजन उपरान्त २०० तक आबय लागल अछि। एहि परिस्थिति म अंदर -अंदर खराबी बढ़ि रहल अछि परञ्च एखनो ऊपर -ऊपर हल्लुक हल्लुक लक्षण देखा पड़ि रहल अछि। जेना कि रक्त चाप बढ़ल आबि सकैत अछि, थकान लागि सकैत अछि, भूख प्यास बेसी जाएत सँ लागि सकैत अछि , कोलेस्ट्रॉल सदा बढ़ल आबि सकैत अछि, मोटापा मुदा शरीरक वजन इत्यादि इत्यादि बढ़ि सकैत अछि। इहो स्थिति २-३ साल धरि नहि सकैत अछि।

वास्तविक म ई चरण बिल्कुल डायबिटिक चरण होबाक पूर्व क चरण कहल अछि। एहि स्थिति क उलटनाय(reverse करनाय) हेतु जे आवश्यक छैक ओ अवश्य प्रयास क देबाक चाही। ई पूर्व डायबिटिक स्थिति पहुँचबाक सीमा(बॉर्डर) अछि।

खान- पान, रहन सहन म अनुकूल परिवर्तन करनाय परम आवश्यक। कोनो चिकित्सक सँ परामर्श कय ई सुनिश्चित क लेबाक चाही जे वास्तविक म कोन चरण म ओ बिमारी अछि। ओ चिकित्सक परामर्श सँ खाली पेट शुगरक परीक्षण, भोजनक बाद शुगर परीक्षण, ३ घंटा वला जीटीटी इन्सुलिन सहित परीक्षण, एचबीए१सी परीक्षण करायल जाय त सुनिश्चित भेल जा

सकैत अछि जे आखिर कोन स्थिति धरि मधुमेह पहुँचल अछि। सही निर्धारक विश्लेषण कय चिकित्सक कहि सकैत छथि जे अहाँ अमुक वा अमुक स्थिति मे छी। एहिनिर्धारण हेतु अहाँ की सब करी, चिकित्सक उचित परामर्श अवश्य देताह।

ऊना कार्बोहाइड्रेट ओहि ग्लाइसेमिक लोड आधारित डाइट अर्थात कम कार्बोहाइड्रेट, कम ग्लाइसेमिक इन्डेक्स वला खाद्य पदार्थ अपन डाइट मे शामिल करी। ई ध्यान मे अवश्य राखल जाय जे रोनि दिनक आहार मे हमेशा कुल ग्लाइसेमिक लोड सम्बन्धि सँ विशेष नहि होइक।

ई हम वारम्बार पुनरावृत्ति क रहल छी कारण डायबिटीज हेतु मुख्य कारक चीनी ओहि कार्बोहाइड्रेट मे विद्यमान ग्लूकोज अछि। तँ एहि पर ध्यान देनाय अति आवश्यक अछि।

१

**मधुमेह बिमारीक पाँचम अवस्था(stage)**

मधुमेह बिमारीक पाँचम अवस्था, पूर्व मधुमेह स्थिति (prediabetic stage) क बादक अवस्था थिक।

एहि स्थिति मे आब रक्तक ग्लूकोजक स्तर खाली पेट १२६ सँ ऊपर तथा नास्ता खाना बाद २०० सँ ऊपर सामान्य लगैत अछि। कुशल चिकित्सक सँ देखलाक बाद डा(चिकित्सक) आब मानैत लगा। हेत

छथि अर्थात सुनिश्चित कऽ कहि दैत छथि जे मधुमेह भऽ गेल। निदानक हेतु चिकित्सक द्वारा सेहो प्रायः करबाक सुझाव दैत छथि। एहि अवस्था के नाम चिकित्सा जगत मे टाइप २ मधुमेह (Type-२ Diabetese Mlletus) कहल जाइत अछि।

मनोज बुझैत छथि जे हमरा आब मधुमेह बिमारी भय गेल आ आब हमरा सब दिन दवाइ खाय पड़त। किछु मनोज सोचैत सेहो भय जाइत छथि जे ई बिमारी त निरन्तर बढ़ै बला (Progressive) होइत अछि तँ आब हुनका निदान हेतु विशेष ध्यान देब आवश्यक भऽ गेल।

वास्तविक मे ई अवस्था एकाएक नहि आयल अछि। ओकरा एहि मे १०-१२ साल लागि गेल होयत। जखन ई बिमारी आयल अछि त ई बुझु जे बीस प्रतिशत हमर आँखि के क्षति पहुँचा देलक। आन आन महत्वपूर्ण अंग के किछु न किछु क्षति पहुँचल सेहो होयत।

आधुनिक शोध और अनुसंधान कर संकल्पना (concept) अनुसार एहेन अवस्था अयलाक उपरान्त विशेष चिन्ता करबाक बात नहि। आधुनिक शोध कहैत अछि जे ई बिमारी कोशिका सब द्वारा प्रति इन्सुलिन प्रतिरोधक स्थिति उत्पन्न कयला सँ उत्पन्न भेल अछि। जँ क्रमिक रूप सँ एहि प्रतिरोध के नियंत्रित कऽ लैत छी। तँ एहि स्थिति के पलटा (reverse) कऽ सामान्य अवस्था के प्राप्त कऽ सकैत छी।

कुशल चिकित्सक परामर्श अनुसार दवाइ संग - संग अपन डाइट क उँ अनुमोदित कार्बोहाइड्रेट और ग्लाइसेमिक लोड आधारित सुधार कऽ लेत ठी त सम्भव अछि जे एहि बिमारी सँ निजात पाबि जौ।

मात्र उँ दवाइ पर आश्रित रहैत छी आ खान पान पर ध्यान नहि दैत छी तँ क्रमिक रूप सँ शरीर मे इन्सुलिन बढ़ैत चल जायत जे कि धीरे धीरे शरीर मे आन आन तरहक अंग पर दुष्प्रभाव क्रम रखनहिय रहत। दवाइ सँ इ प्रबन्ध होइत अछि जे अग्न्याशय सक्रिय रहि इन्सुलिन श्रावित करय। एहि सँ ( इन्सुलिन श्राव सँ) रक्त मे उपस्थित असामान्य ग्लूकोज कोशिका सब मे प्रवेश करै मे सक्षम रहि जाइत अछि। आ एहि तरहेँ शरीरक ग्लूकोज नियंत्रण दृष्टिगत होइत अछि।

ग्लूकोज त नियन्त्रित रहि जाइत अछि परञ्च दवाइ मदद श्रावित और अधिक इन्सुलिन त आन आन खराबी पहुँचा सकैत अछि। तँ हमु उँ खान पान सेहो समुचित करैत चल जायब तखन चिकित्सक कँ सुविधा होयतैक जे ओ दवाइ खुराक क कुशल प्रबन्धन कऽ सकता । ओ (चिकित्सक) समुचित आकलन कम स कम शक्तिक दवाइ आ कम सँ कम दवाइक खुराक कर सुझाव दऽ बिमारी क निदान करैक लेल परामर्श दऽ सकता।

एहि सँ इ होयत जे अग्न्याशय मे विद्यमान बीटा सेल जे इन्सुलिन श्रावित करैत ठीक ओकर क्रमिक ह्रास कम सँ कम होयत । अग्न्याशय बहुत जल्दी खराब नहि होयत।

ई एल पाँचम अवस्था अर्थात टाइप २ मधुमेह।

## ६

## मधुमेह बिमारीक प्रथम अवस्था (stage)

ई अवस्था थिक शरीर मे इन्सुलिन केर अभाव। जखन अग्न्याशय इन्सुलिन के लगातार स्राव करैत करैत अपन सामर्थ्य कम करय लगैत अछि आ बहुत कम इन्सुलिन स्राव क' पबैत अछि तखन प्रथम अवस्था केर आगमन प्रारम्भ भ' जाइत अछि। अग्न्याशयक बीटा कोशिकाक संख्या न्यून भ' जबाक कारणे ई होइत अछि। इन्सुलिनक निर्माण त बीटा कोशिकाक माध्यम सँ होइत अछि । ओ न्यून भ' गेल तँ स्वाभाविक: बहुत कम इन्सुलिनक निर्माण भ' रहल अछि एहि अवस्था मे। इन्सुलिन केर भूमिका रक्त सँ शरीरक कोशिका सभ मे ग्लुकोज के ऊर्जा ल' जैत अछि जाहि दिन प्रति दिनक आवश्यक शक्ति लेल परम जरूरी होइत अछि। अर्थात इन्सुलिन ग्लुकोज केर वाहक(carrier)थिक। शरीर मे अपन अनुकूल इन्सुलिनक अभाव मे आब चिकित्सक मरीज लेल बाहर सँ इन्सुलिन हेतु सुझाव करैत छथिन्ह । कारण ई जे आब बाहरी दबाइ अग्न्याशय के इन्सुलिन बनवा हेतु सक्रिय नहि क' पबैत अछि । आब अग्न्याशय इन्सुलिन सँ अभावग्रस्त भ' गेल अछि। ई जे अवस्था थिक ओ मधुमेहक प्रथम अवस्था कहबैत अछि। एहि मे निदानक हेतु एक मात्र विकल्प बाहर सँ इन्सुलिन लेब अछि।

ई अवस्था नहि आबय ताहि लेल पाँचम अवस्था, आ सम्भव हुअए तँ ओहि सँ पूर्वहि सँ अपन खान पान दिनचर्या के ठीक करबा हेतु निर्धारण करी। ई सकारात्मक सर्वोत्तम प्रयास होयत।

एहि ठामहुँ हम मधुमेह बिमारी आ ओकर सभ अवस्थाक विस्तृत चर्चा कयलहुँ अछि। पुनः देश मे जाहि ठामहुँ एहि मधुमेह बिमारीक द्रुत प्रसार भऽ रहल अछि ओ बहुत चिन्ताक विषय अछि। हमर एहि आलेखक मुख्य उद्देश्य ई अछि जे आम लोक सभ मे सजगता आनलि ताकि एहि बिमारी सँ पूर्ण रूपेण बाँचल जा सकय। विश्वास जरूर अछि जे एहि आलेख सँ किछु न किछु लाभ लोक के जरूर होयतन्हि।

**अपन मंतव्य** editorial.staff.videha@gmail.com **पर पठाउ।**

## ३.१०.नवीन्द्र नारायण मिश्र- मातृभूमि (उपन्यास)- १७म खण्ड



**नवीन्द्र नारायण मिश्र**

**मातृभूमि (उपन्यास)- १७म खण्ड**

१७

साँझमे सुधाकर बाबू लोकैक संगे पाठशाला लग पहुँचलाह । पाठशाला गाँ आ नामक छल । स्कूलक बनल ओकर बान खसबा हेतु उद्यत छल । कतेको सालसँ ओकर देख-रेख नहि भेल छल । पुस्तकालयक स्थापना गनकानी भायल छल । राजमनि,कदीमा,नामसिमनी ,टमाटर,काकी सन गनेक गनकानीक समावेस कन छलाह । सुधाकनक सालसँ गनकानी आदिपामसँ उपजि जाइत छलनि । कागजी नवाक गाछ गाक समटगन छल आ

सौंस साल नवा अपना खाइत छलाह आ हाटपर बेचैत छलाह। कोनपर टाङनवाक गाछमे बड़का-बड़का टाङना फड़ल छल । असलमे जहिआसँ जयन्त गाम अएलाह आ ओहि पाठशाला लग रहए लगलाह तहिएसँ सुधाकर परेसान छलाह । हुनका मोनमे तरह-तरहक बातसभ घूमए लगलनि ।

"कहुन बढ़िआँ जानकीधाममे पढ़ैत-लिखैत छलहुँ । एहिठाम की राखल छैक जे अनेरे अपसियाँत भेल छी।"-सुधाकर बजैत छथि ।

जयन्तसँ जरै छलखिन सुधाकर । दुनूक पिता सहोदर भाए रहथि । जयन्तकेँ गामसँ चलि गेलाक बाद पाठशालाक जमीनपर सालहो आना हक सुधाकरक कायम भए गेल रहनि । एहिमे आब जयन्त एतेक दिनक बाद आबि कए बाधा करथि से हुनका कोना नीक लगितनि?

सुधाकरक व्यवहारसँ जयन्तकेँ ततेक कष्ट भेलनि जे ओ गुम्म पड़ि गेलाह । तखनसँ पटकुनिआ देने पड़ल रहथि । बिना किछु खेने-पीने सौंस दिन बीति गेल । तकर कोनो चिंता सुधाकरकेँ नहि भेलनि । ओ तँ पाठशालाक जगह पर अपन कब्जा कायम रखबाक हेतु व्यग्र रहथि । सुधाकरक बाजब सुनि जयन्त छगुंतामे रहथि । बकर-बकर हुनका देखैत रहि गेलाह । तावतमे पानि होबए लगलैक । पाठशालाक घर तँ बुझू खसल छल । कोनपर नान्हिटा चार बाँचल छल जाहिमे कैकटा साँगर लागल छल जाहिसँ ओ कहुना कए लटकल छल। तकर तरमे जयन्त आइ एकमाससँ

पड़ल छलाह। एकटा बेर सुधाकर हाल-चाल लेबए नहि अएलाह। ई सुनितो कए जे हुनका आँखिमे समस्या छनि ओ हटल-हटल रहलाह। मुदा जखन पाठशाला हेतु बैसार भेल तँ ओ समस्त पुरुषार्थसँ प्रकट नहि भेलाह,अपन लोकक सहयोगसँ बैसारमे हड़बिड़ा मचा देलाह।

जयन्त सपनामे नहि सोचि सकल रहथि जे हुनकर पैतृक स्थानमे बनल पाठशाला पुनर्निर्माण करबाक हुनक प्रयासमे सबसँ पैघ बाधक हुनक पितिऔत सुधाकर भए जाएत। मुदा स्वार्थमे लोक आन्हर भए जाइत अछि। हुनि जखन अनकर संपत्ति भोगबाक आदति पड़ि जाइत तँ ओहिपरसँ बेदखल होएब बहुत कष्टकारी भए जाइत अछि। जयन्तक पिताक हिस्सामे पाठशालाक अतिरिक्त पाठशालासँ सटल मात्र पाँच कट्ठा जमीन रहनि। ओहीसँ ओ सालभरि गुजर करैत छलाह। कहिओ ककरोसँ किछु याचना करब हुनक स्वभावमे नहि छल। सुधाकर पाठशाला आ लगीचक जमीन कतेको सालसँ कब्जा कए लेने रहथि। पाठशालाक जगहपर एकदिस माल-जाल बान्हल करथि। खाली जगहमे तिमन-तरकारी उपजाबथि। मुदा सुधाकरकेँ आब बड़का चिंता भए गेल रहनि। "कहुना कए जयन्तक संसट खतम होअए तँ चैन होइ।"-सुधाकर सोचल करथि।

सुधाकरक लोकक संग आएल देखि जयन्तकेँ किछु नहि फुरेलनि। ओ अवाक भेल चारू दिस देखैत रहि गेलाह।

"आऊ नौ-छओ करू लेब। एही पार की ओही पार

। विद्वान छथि तँ अपना घरमे। हमरा पाहिसँ की मतलब? पढ़ि-लिखि कए नव-नव संसार बसाबि रहल छथि। ई कोन नीक बात छैक?"-सुधाकर मोने-मोन सोचथि। जखन जयन्त किछु नहि बजलाह तँ सुधाकर गमसाइत बड़बड़ाइत चलि गेलाह-

"कान खोलि कए सुनि लएह। ई संपत्ति हमर अछि। बाबा मरैत काल साह कए गेल रहथि जे ई सभटा बीज-वस्तु सुधाकरकेँ हएत। स्वाध्ययनयन सभटा लिखि गेल छथि। पाहियन जे तूँ अनुचित प्रयास करबह से नहि चलतह।"- से कहि सुधाकर लठैतसभक संग बाहर भए गेलाह।

जयन्त टुकुर-टुकुर देखैत रहलाह। सुधाकर अपन लठैत सभक संग आगू बढ़ि गेलाह।

"अहाँ कही तँ एकरा एकहि बेरमे धानक पान रकि आबी।"-एकटा लठैत बाजल।

"एकर सही इलाज तँ हमरा लग अछि।-दोसर लठैत बाजल।

"हमरा तँ होइए जे एना होइत-होइत ई अपन सोह भए जाएत। ककरो किछु करबाक काज नहि पड़त।" -तेसर लठैत बाजल।

"से की?"

" देखैत नहि छहक। ई बात कखनो खसि सकैत छैक

। जयन्तकेँ लेन-देन साफ।" -बाजिम लोटैत बाजल।

"तूँ सब सबदिन मूर्ख नहि गेलह। हमरा जयन्तसँ की मतलब अछि। जीवए-मरए, जाए जाए। हमरा बीज-बस्तुपर सँ हटि जाए। बसी लहनासँ कोन मतलब?"-सुधाकर बजलाह।

एहिना गप्प-सप्प करैत डाक्टर चलि गेलाह। जाइत-जाइत अपन-अपन लाठी जान-जानसँ पटकैत जयन्त दिस आँखि गुरैत पाठशालाक बाबक एकटा साँगन हटा देलक।

कहुना कए लटकल डा बाबा आङन एकहाथ आगू ससरि गेल। बीचक हाँकसँ पानि मरुन-मरुन खसए लागल। जयन्त अखनो डाढी बाबा पर बैसल नहथि। दासन कोना उपाय नहि छल।

बानसँ खसैत बनखाक पानिसँ सौंस देह तिति गेल छल।

**अपन मंतव्य** editorial.staff.videha@gmail.com **पर पठाउ।**

## ३.११.जगदीश चन्द्र ठाकुर 'अनिल'- बिना बहर आ काफिया गजल कहना रहै



**जगदीश चन्द्र ठाकुर 'अनिल'**

**बिना बहर आ काफिया गजल कहना रहै**

*(मैथिली लेखक साहित्य अकादमीसँ मान्यता प्राप्त कथित लिटरेरी एसोसियेशन रचना समितिक पत्रिकाम काँट-छाँटक संग प्रकाशित*

*हएल छल। ओना ओहि आलेखक मूल आ प्रामाणिक संस्करण देल जा रहल अछि।- सम्पादक)*

साहित्यमे गद्यमे कथा, नाटक, उपन्यास, संस्मरण, जीवनी, आत्मकथा, समीक्षा, आलोचना आदि लिखल जाइत अछि, पद्यमे दोहा, कविता, गीत, गजल, खंड काव्य आ महाकाव्य आदि लिखल जाइत अछि। सभ विधाक अपन-अपन विशेषता छै, जाहि कारणे ओ अस्तित्वमे अछि।

बच्चा सभ अपन माय-बाबू,दादा-दादी,कक्का-काकी,टोल पड़ोसक आन बच्चा सभसँ बजनाइ सिखैत अछि । बादमे शुद्ध बजनाइ आ लिखनाइ सिखैत अछि । व्याकरणक उपयोग क'क' शुद्ध बाजब आ लीखब संभव नहि भ' सकैत छैक। साहित्य सृजनमे व्याकरणोक महत्वपूर्ण योगदान छै ।

गजल सेहो रानीय भाषामे लोकप्रिय स्थान ग्रहण क' चूकल अछि । हिन्दीमे सेहो गजलक व्याकरण यवासा बनल पहिने आबि चूकल अछि ।

किछु पढ़िक' आ सुनिक' हम 1983 मे मैथिलीमे गजल कहब आरम्भ कएलहुँ । किछु रचना मिथिला मिहिर आ माटि-पानिमे छपबो कएल, मुदा अपना संतुष्टि नै भेल । हिन्दीमे सेहो लिखय लगलहुँ । किछु रचना काना-काना पत्रिकामे छपबो कएल, मुदा व्याकरणक जानकारीक अभाव खटकैत रहल । आर.पी.शर्मा 'महर्षि'क लिखल

हिन्दी गजलक व्याकरण देखलहुँ, मुदा मैथिलीमे गजलक जानकारी मैथिली गजल आ शेरो-शायरीक लेल समर्पित ब्लॉग 'अनचिन्हार आखर' पर पर्याप्त सामग्री देखि हर्षित भेलहुँ। एहि ब्लॉगपर एक ठाम तेरह खण्डमे गजेन्द्र ठाकुर द्वारा प्रस्तुत गजल शास्त्रमे गजलक विवेचन मैथिली भाषाक तन्त्रपर कएल भेल। तकर बाद 22.07.2011 आ 21.09.2011क बीचमे आशीष अनचिन्हार द्वारा बत्तीस खण्डमे मैथिली गजलक व्याकरण ओ इतिहास 'गजलक संक्षिप्त परिचय'क अंतर्गत प्रस्तुत कएल गेल । कतेक मास गजलकारकेँ एक मंचपर अनवरत काज केलक ई मंच। ई ब्लॉग मैथिली गजलक व्याकरणकेँ सहजतासँ लोकक समक्ष आनि शुद्ध गजल लिखबाक बाट प्रशस्त केलक।

जाहि समयमे मैथिली गजलक व्याकरण उपलब्ध नहि छल, तखनो शुरुआतमे स्वस्थ गजल कहल गेल छल जे कि ओहि समयक गजलकारक ज्ञानक परिचायक अछि। मुदा बीचमे किछु वसिए वर्ख मैथिली गजलक एहन अवस्था भेलै जाहिमे जकरा जाहि तरह भेलै ओ गजलकेँ तीति देलकै आ से कखनो क्रांतिक नामपर, कखनो कथ्यक नामपर तँ कखनो प्रगतिशीलताक नामपर। आब जखन गत बारह बरखसँ मैथिलीमे गजलक व्याकरण उपलब्ध अछि, तखन आब गजलक स्वास्थ्य सुनिश्चित करबाक आवश्यकता अछि। काल्हिया आ बहुतक लेल थोड़ेक अभ्यास आ सावधानी रखैत एहि लक्ष्यकेँ प्राप्त कयल जा सकैत अछि । हमरा गजलक व्याकरणक जे जानकारी अछि तकर मुख्य स्रोत मैथिली गजलक लेल समर्पित ब्लॉग 'अनचिन्हार आखर' अछि।

आशीष अनचिन्हार द्वारा प्रस्तुत 'मैथिली गजलक व्याकरण आ इतिहास' और 'मैथिली गजलक गती सकरम' मे सही विस्तारसँ मैथिली गजलक सब पक्षपर विचार प्रस्तुत कएल गेल अछि। हमरा ठाकर बहुत थोड़ जानकारी अछि।

हमरा गजल लिखब लेल जे न्यूनतम जानकारी अपेक्षित लागल अछि से एतय प्रस्तुत कएल जा रहल अछि :

1. गजल लेल मूल तत्व अछि (i )सही काफिया (II ) एक समान बहर आ (iii ) दमदार कथन।

बहर,काफिया आ रदीफ : एकटा गजलक शेर सब देखू :

लोक नीचाँ उगनि जाइए

मानि सरोँ बजनि जाइए

ई गजलक पहिल शेर अछि। एहि शेरक दुनू पाँतीक अन्तम समान शब्द अछि 'जाइए' आ एहि शब्दक पाछाँ पहिल पाँतीमे अछि शब्द 'उगनि' आ दोसर पाँतीमे अछि शब्द 'बजनि' अर्थात दुनू शब्दमे 'नि' आ ठाकरा पाछाँ 'अ' ध्वनि/ मात्रा समान अछि। अतः शब्द 'जाइए' भेल एहि गजलक रदीफ आ 'अ' ध्वनिक संग 'नि' भेल काफिया। पहिल शेरकेँ मतला कहल जाइत अछि, शेरक दुनू पाँतीकेँ अलग-अलग मिसरा कहल जाइत अछि।

दुनू पाँतीमे मात्राक्रम अछि :

2122-12-212

इएह बहर एहि गजलक वजन अर्थात छंद। आ ई वजन मतलामे लेल गेल अछि तकर निर्वाह पूरा गजलमे हेबाक चाही। तखनहि आन गजलमे ई वजन हो सएह वजनक निर्वाह हो। एकटा गजलमे एकसँ बेसी मतला भ' सकैत अछि। एहि गजलमे दोसर आ तेसर शेर सेहो पहिल शेर जकाँ दूनू पाँतीमे रदीफ, काफिया आ समान मात्राक्रमसँ युक्त अछि, आ ईं [illegible] दूनू शेर मतला अछि -

गाछ कहिया मजरि जाएत

फूल कहिया मखरि जाएत

आगि सगराँ पसरि जाएत

खेल सगरो उसरि जाएत

आब नीचाँक शेर सबहक दोसर पाँतीमे समान रदीफ, काफिया आ सब पाँतीमे समान मात्राक्रम देखल जाए :

पाइ राखू अहाँ बैंकमे

पाइ हाथसँ ससरि जाएत

मुनि नाखव कथी कानएँ

मुस सरटा कुनि जाइए

लोक कावा हूए जागल

एक दिन सए नवनि जाइए

अतः उपनाक गजलम 'जाइए' शब्द नदीफ अछि, 'अ' ध्वनिक संग 'नि' काफिया रल आ वहन रल मात्राक्रम 21-22-12-212.

गजलक अंतिम शेन जाहिम गजलकानक नाम / उपनाम नहैत अछि ताकना मकता कहल जाइछ । एखन धनि ऐही गजल विना मकताक गजल अछि । मकताक नमून ऐही शेन लेल जा सकैत अछि :

मास अगहन अवै छै 'अनिल'

लोक कातिक विसनि जाइए

उपनाक उदाहनणक संग नदीफ, काफिया आ वहनक निम्नलिखित पनिभाषा दल जा सकैछ :

नदीफ : गजलक मतलाक दूनू पाँतीक अन्तम आ वाद वला शेन सभक दोसन पाँतीक अन्तम कोना समान वर्ण अथवा शब्द अथवा शब्दक समूह होइत अछि ।

काफिया : गजलक मतलाक दुनू पाँती आ बादक सभ शेरक दोसर पाँतीमे रदीफसँ पहिने स्वर साम्य युक्त तुकान्तक प्रयोग अछि काफिया। ई कोनो ध्वनि( मात्रा)क संग कोनो वर्ण अथवा किछु वर्णक समूहक नियम अथवा मात्र कोनो ध्वनिक नियम रहैत अछि।

बहर : गजलक सभ पाँतिमे समान मात्राक्रमकेँ बहर अर्थात छंद कहल जाइत अछि।

2. मात्राक गणना :

ह्रस्व अथवा लघु मात्राकेँ 1 आ दीर्घ अथवा गुरु मात्राक 2 सँ प्रदर्शित कएल

जाइत अछि।

ह्रस्व वर्ण ( 1 मात्रा वला ): अ,इ,उ,

क सँ ङ,

च सँ ञ,

ट सँ ण,

त सँ न,

प सँ म,

य सँ ह ध्वनि,

चंद्रबिन्दु बला वर्ण।

दीर्घ वर्ण (2 मात्रा बला) : आ,ई,ए,ऐ,ओ,औ,अं,अः, ऐकार,ओकार,औकार,अनुस्वार,विसर्ग बला वर्ण, संयुक्ताक्षरसँ पहिने बला वर्ण (से चाहे एक शब्दमे हो वा कि दू अलग-अलग शब्दमे)। एहिठाँ अरबिक गजलमे (मात्र गजलमे) कोनो शब्दमे एकै संग बाजल जाए बला दू टा लघुकेँ सेहो दीर्घ मानल जाइत छै जेना "गएबए" ई शब्द संस्कृतक हिसाबें 1111 छै मुदा गजलमे एकरा 22 मानल जाइत छै। संस्कृतक छंद एवं अन्य प्राचीन छंदमे गएबए शब्दकेँ 22 मानब निषेध छै। गजलक अनुजी सरल गजलमे प्रवाह अनबाक लेल एहन व्यवस्था कएल छथि।

3.सही काफिया-शब्दक उदाहरण :

| पहिल शेर / मतलामे काफिया-शब्द | अन्य शेर सभलेल उपयुक्त काफिया |
|---|---|
| पागक / बाटक | बालक / पालक / चालक / हाथक |
| बाटपर / खाटपर | हाटपर / घाटपर / टाटपर |
| पानिक / आनिक | हानिक / |
| हाथमे / पागमे | बाटमे / रागमे / कागमे / चासमे |

कलमसँ / पानसँ          गगनसँ / चलनसँ / मननसँ /यतनसँ

बसन्त / अनन्त          दिगन्त / हिमन्त / चलन्त

जीवन / पीमन          राजन / पहिरन / अनमन

धन / जन          हन / मन / बन /

अखबार / बाजार          संसार / उपहार / लाचार / व्यापार

4. (i ) मात्राक गणनाक उदाहरण :

कमल / कान / सुनु / कहु / चलु / अहाँ / बिना : 12

सदाशिव / महाजन / निशाकर / दनादन / चकाचक : 122

दखल / सुनल / रागल / नाचल / काह्न / सदिखन / निश्चित : 22

ध्यान / नाम / मेघ / नाचि / अन्त / श्वास / लोक / : 21

प्रयाग : 221 / आवश्यक : 222

(i i ) मात्राक्रमक उदाहरण :

'सदाशिव'- एहि शब्दमे सदा आ शिव शब्दक स्थान परिवर्तन कएलासँ कोनो शब्द अथवा शब्दक समूह बनि सकैत अछि आ तदनुसार ओकर

गनहक मात्राक्रम सहो। जेना निम्नलिखित शब्द-समूह आ ओकर मात्राक्रमक अवलोकन कयल जाए :

शब्द समूह मात्राक्रम

सदा शिव शिव 1222

सदा शिव सदा 12212

सदा सदाशिव 12122

एहि शब्द समूहक कय बेर आवृत्ति सहो एहि प्रकारेँ भ' सकैत अछि :

सदा शिव सदा शिव 122-122

सदा शिव सदा शिव सदाशिव 122-122-122

सदा शिव सदा शिव सदाशिव सदाशिव 122-122-122-122

सदाशिव शिव-सदाशिव शिव 1222-1222

सदाशिव शिव-सदाशिव शिव सदाशिव शिव 1222-1222-1222

सदाशिव शिव-सदाशिव शिव सदाशिव शिव सदाशिव शिव 1222-1222-1222-1222

सदा शिव सदा- सदा शिव सदा 12212-12212

सदा शिव सदा- सदा शिव सदा- सदा शिव सदा 12212-12212-12212

सदा शिव सदा- सदा शिव सदा- सदा शिव सदा- सदा शिव सदा 12212-12212-12212-12212

सदा सदाशिव सदा सदाशिव 12122-12122

सदा सदाशिव सदा सदाशिव सदा सदाशिव 12122-12122-12122

सदा सदाशिव सदा सदाशिव सदा सदाशिव - सदा सदाशिव 12122-12122-12122-12122

ऊपर अंकित विभिन्न मात्राक्रममे अर्थात विभिन्न बहरमे गजल कहबाक अभ्यास कयल जा सकैत अछि ।

पहिनसँ डेढ़ दर्जनसँ अधिक बहर चलनमे अछि ।

उदाहरण आ अभ्यास करबाक लेल किछु गजलक पहिल शेर प्रस्तुत अछि (उदाहरण सभ देबासँ पहिने ई स्पष्ट कऽ दी जे गजलमे बहरकेँ पालन करैत काल जे अनुशासित रहैत छथि तिनका लेल किछु नियम शैथिल्य (ना कि छूट) सेहो रहैत छनि आ एकर संपूर्ण जानकारी आशीष अनचिन्हारक "मैथिली गजलक व्याकरण ओ इतिहास" नामक पोथीमे रहत। उदाहरण दैत काल हम ई नियम शैथिल्य कर सेहो उल्लेख कलहुँ अछि जाहिसँ पाठककेँ बुझबामे सुविधा होइन। ) :

(1)

जखन घुनि याछाँ नकै छी (122-122-122 )

अहाँ मान हमना यउ छी ( 122-122-122 )

( काफिया 'उ'क मात्रा अछि )

(2)

हसै छी कनै छी गजल गीतम हम (122-122-122-122 )

अहीकँ नकै छी गजल गीतम हम ( 122-122-122-122 )

अथवा

हमन मैथिली छी हुनक मैथिली छी ( 122-122-122-122 )

अहँक मैथिली छी सबहक मैथिली छी (122-122-122-122 )

(काफिया 'अ' ध्वनिक संग 'क' अछि )

(3)

मानम गाम अछि गामम आम अछि ( 212-212-212-212 )

गाछयन आम अछि ददयन घाम अछि (212-212-212-212 )

(काफिया 'आ' मात्राक संग 'म' अछि )

(4)

गामा कहय जय मैथिली ( 2212-2212 )

शहरा कहय जय मैथिली ( 2212-2212 )

( काफिया 'आ'क मात्रा अछि )

उपर्युक्त काफियाक संग एहि बहर पहिल शेरक अनुसार अन्य कम-सँ-कम चारिटा शेर कहि गजल पूर्ण कयल जा सकैत अछि । मुदा गजलमे कमसँ कम 5 टा शेर रहबाक चाही।

5. मीन-बहर : ई बहर एकटा नियम शैथिल्य कहि गेल बनल छै जकर उद्देश्य छै नव गजलकारकेँ सुविधा देबाक। उर्दू आ हिंदी दुनूमे सेहो एहि बहरक प्रयोग कएल जाइत छै। एहिमे गजलक पहिल शेरक दुनू पाँतिमे दुटा अलग-अलग शब्दक लघु वर्णकेँ मिलाकऽ एकटा दीर्घ मानल जा सकैए यदि आन सभ शेरक सभ पाँतिमे सेहो दीर्घक संख्या पहिल शेरक दुनू पाँतिक दीर्घक संख्याक समान रहए जाइ । एहि बहरकेँ मीन-बहर कहल जाइत अछि । अहिना आन बहर अथवा छन्द आन काफियाक जानकारीक लेल 'अनचिन्हार आखर'ब्लॉगपर स्थित गजल शास्त्र आ व्याकरणक अध्ययन कयल जेबाक चाही ।

6. अपन पसंदक बहर :

अपन पसंदक बहरमे सेहो गजल कहल जा सकैत अछि । अपना पसंदक एक पाँती लिखू जाहिमे रदीफ आ काफिया हो, ताकर

मात्राक्रम देखू, ओही मात्राक्रममे दोसर पाँती सेहो लिखू। गजलक पहिल शेर भेल। आब एही मात्राक्रममे कम-सँ-कम तीन चारिटा शेर लिखि कऽ गजल पूर्ण कऽ सकैत छी। उदाहरण :

माटि-पानि मिथिला केर बाजय जय मिथिला जय मैथिली

21 21 22 21 22 2 22 2 212

गाछ-पात मिथिला केर गाबय जय मिथिला जय मैथिली

बाजय आ गाबय केर अनुरूप पाबय, मानय,जानय, लाबय आदि शब्दक उपयोग काफियाक लेल कय 'जय मिथिला जय मैथिली' रदीफ रखैत एही मात्राक्रममे तीन चारिटा शेर पूर्ण कय गजल पूर्ण कएल जा सकैत अछि।

7. बिना रदीफक गजल भ' सकैत अछि। उदाहरण लेल एकटा गजलक पहिल शेर देखल जाए :

कौआकेँ कौआ कहि देल

बूझू बड़का गलती भेल

एहिमे 'देल' आ 'भेल' काफियाक शब्द अछि। दुनू पाँतीमे मात्रा क्रम 22222221 अछि। यैह भेल बहर। एहिमे रदीफ नहि अछि। आब आगाँ एहि गजलक दोसर,तेसर,चारिम,पाँचम शेर अर्थात चारिम छठम,आठम,दसम आदि पाँतीमे काफिया 'देल' आ

'भल' सँ मिलैत-जुलैत शब्द हेबाक चाही। एकर संगहि सभ पाँतीम मात्रा क्रम 22222221 रहबाक चाही। जेना

मुश्किला बड़का जन महगीसँ

आ हुनकर जान बचि गेल

उपराक दूनू पाँतीम सभहक मात्रा क्रम अछि : 22222221

अहिना सभ शेरम समान मात्रा क्रम रखैत काफियाक लल खल / जल / गल राखि गजल पूर्ण कएल जा सकैत अछि।

आब एकटा दोसर गजलक पहिल शेर देखल जाए :

अपन-अपन लाचारी छै

दुख सबहक बड़ भारी छै

एहिम दूनू पाँतीक अंतिम शब्द 'छै' अछि। यैह 'छै' रदीफ अछि। दूनू पाँतीम 'छै' सँ पहिने 'आ' मात्राक संग 'री' अन्तवला शब्द अछि, इएह काफिया भेल। आब दोसर,तेसर,चारिम,पाँचम शेरक दोसर पाँतीम रदीफ 'छै' रहबाक चाही तँए 'आ' उच्चारणक संग री' अन्त वला शब्दक काफिया हेबाक चाही जेना सरकारी / सवारी / अनारी / उधारी आदि। आब एहि शेरम बहर देखू :

अपन-अपन लाचारी छै (12-12-2222)

दुख सबहक बड़ रानी छै (222-2222)

पहिल पाँतिक मात्रा क्रम अछि : 12-12-22-22 एहिमे दुटा लघु छै(1-1) जकरा एक दीर्घ ( 2 ) मानल जा सकैत अछि । तखन एकरा मात्रा क्रम 222-2222 भ' जाएत । अहिना शेष सभ शेरक दुनू पाँतीमे मात्राक्रम 222-2222 भेटैत गजल पूर्ण कएल जा सकैत अछि ।

8. मैथिलीमे 'ग' आ 'ज' आदिमे नुक्ता नहि लगैत छैक, तँ मैथिलीमे गजल शब्दमे 'ग' आ 'ज' मे नुक्ता नै देल जाइ छै ।

9. गजलमे अर्द्ध-विराम अथवा विरामक उपयोग नै होइत अछि ।

10. गजलक कोनो शीर्षक नहि होइत अछि ।

11.पत्रिका सभमे गजलकेँ गजल जकाँ छापल जेबाक चाही, कविता जकाँ नहि । दुटा शेरक बीच स्थान देबाक चाही ।

12. बहरक नाम अथवा मात्राक्रमक उल्लेख देबाक चाही ।

13.अनुरोधी लोक सभक कहब छन्हि जे शब्द सबहक संग किछु दिन खेलाइत-धुपाइत रहू स्थिति अबैत छैक, जे जे पाँती मानमे उतरैत छै से बहरमे होइत छै ।

निम्नलिखित गजल सभमे आवश्यक तत्वक उपस्थितिक समीक्षा कयल जा

सकैत अछि ।

(1)

दूबि ओ धान छी अहाँ

पान आ मखान छी अहाँ

कूदि-फानि थाकि गेल छी

दून आसमान छी अहाँ

बन-बन ताकि देखलौं

नद आ पहाड़ छी अहाँ

टनकन सूर्य छी अहीं

नाविकन चान छी अहाँ

घोघ-घोघ बात मानस

एकटा निदान छी अहाँ

आँखि मुँह कान छी अहीं

देह हम प्रान छी अहाँ

अहि गजलमे

(i) रदीफ अछि 'छी अहाँ'

(ii) पहिल शेरक दुनू पाँति आ शेष सभ शेरक दोसर पाँतिमे काफिया अछि 'आ' ध्वनिक संग 'न' / 'ण' वर्णसँ अन्त भेल शब्द ध्यान, मखान,आसमान,पुराण,चान,निदान,प्रान ।

(iii) बहर अर्थात मात्राक्रम अछि 21-21-21-21-2

2.

आनन्दित नाचय जे सदिखन से नेना नहि देखल छल

दुखमे सुख छै सुखमे दुख छै से हमरा नहि बूझल छल

नीक सोची नीक बाजी नीक देखी से सिखलौं

नीकक फल नीक नहि होइछ से दुनियाँमे सूनल छल

हमरा लोकक निरमाण दोसर नै क्यो अपनहि छी हम

ऊ याखनिम तुवल छौ स अयनहि हाथं खुनल छल

ख्यानी थ्यानी आ निस्थानी कलनि लाकलय सरटा

स सरटा यौलक जीवनम ज ऊ खागिन रुखल छल

ऊलय सदिखन मगठा-माँटी स गाछी हमना सवहक

किछु हमना सवहक नायल अछि किछु वावाक नायल छल

अयन चूनलों हम अयनालय आमक टिकुला सन जीवन

सीखै छी सरदिन किछु नव-नव ज यहिन नहि सीखल छल

यहि गजलम-

(i ) नदीफ अछि 'छल'

(ii ) यहिल शेरक दूनू याँती आ शेष सर शेरक दोसर याँतीम काफिया अछि 'अ' ध्वनिक संग 'ल' वर्णसँ अन्त वला शब्द सर - दखल / वूसल / सूनल / खुनल रुखल / नायल / सीखल ।

(iii ) वहन अर्थात मात्राक्रम अछि 2222 2222 2222 222

3.

कखना लाठी कखना टाला कखना तीन-कमान गजल

कखना लागय ढ़ीटा-याथन कखना यान-मखान गजल

कखना खुनयी कुतव्हनि खंगी ऊखडि ऊँन समाठ वनल

कखना वाठी कखना गाछी कखना रवल मचान गजल

कखना आढनम अनियन-सन कखना नान-यूआन जकाँ

कखना वाढनि कखना चालनि कखना सूय समान गजल

कखना गामक चौवटिया लग मंदिन ऊँन ढ़नान जकाँ

आ कखना सीमायन लतढ़ग दशक वीन जवान गजल

कखना मौनी आ योगीम साँठल जीन-मनीच जकाँ

कखना कासीम व्हलचल आ छटयट कारि यनान गजल

किनका खागिन मूनही कचनी जामून आम लगाम 'अनिल'

हमरा खातिर दीयाबाती छठि आ देव-उठान गजल

एहि गजलमे

(i ) रदीफ अछि 'गजल'

(i i ) पहिल शेरक दुनू पाँति आ शेष सभ शेरक दोसर पाँतिमे काफिया अछि 'आ' ध्वनिक संग 'न' वर्णसँ अन्त भेल शब्द :

कमान / मखान / मचान / समान / जवान / पचान / उठान
।

(i i i ) बहर अर्थात सभ पाँतीमे मात्राक्रम अछि : 2222- 2222 - 22-21-121-12

(i v) एहिमे दू टा लघु (1-1) केँ बदला एक दीर्घ (2) सेहो लीखल जा सकैत अछि। एखन मात्राक्रम भ' जाएत 2222 2222 2222 222

(v) एहि गजलक अंतिम शेरमे गजलकारक नाम अछि। एहि अंतिम शेरकेँ मकता कहल जाइत अछि।

4.

गाम-घाम आ गाछ-वृच्छ चलित रहलै

अहंकार नव कीर्तिमान गढ़ित रहलै

नकली नायक त सभ साल जनैत नहलौं

एहि गजलमे

(i ) रदीफ अछि 'नहलौं'

(ii ) पहिल शेरक दूनू पाँती आ शेष सभ शेरक दोसर पाँतीमे काफिया अछि 'ऐ' ध्वनिक संग 'त' सँ अन्त होबए बला शब्द सभ --------- चलैत / गढ़ैत / ठकैत / चलैत / कनैत / सतैत / पतैत / जनैत।

(iii ) बहर अर्थात मात्राक्रम अछि 2222 2222 222

(iv)दू टा अलग-अलग लघुकेँ एकटा दीर्घ मानल गेल अछि।

(v)एसन शेरक पहिल पाँतिक अंतिम दीर्घक गिनती लघुमे भेल अछि।

(vi )अंतिम शेरक पहिल पाँतिक अंतिम लघुक गिनती दीर्घमे कएल गेल अछि।

(5)

माछ-दही ज्ञानालय की

ई दुनिया ककनालय की

ज दे छै देव कनै

नै कहै हमनालय की

किछु वाजए आ नहि जायए

वियटा आ लवनालय की

काहु वैसिकय खा लै

ओं-यीढी वगठालय की

एक ओं सुतवा कनै

मानि-गानि मगठालय की

देशक खागिन लतु-मनु

रैयानी वखनालय की

दुनियाँलय रंगुआ आ छौंद

वकनी आ वकनालय की

अहाँ राज कय नाम कनु

ज मूल्लै नकनालय की

ओहि गजलम

(i) रदीफ अछि 'की'

(ii) पहिल शेरक दुनू पाँति आ शेष सब शेरक दोसर पाँतिमे काफिया अछि 'अ' ध्वनिक संग 'नालय' सँ अन्त होबऽबला शब्द सब । (iii) बहर अर्थात मात्राक्रम अछि 2222 222

(iv) दू टा अलग-अलग लघुकेँ एकटा दीर्घ मानल गेल अछि ।

(6)

नउआ-ठाकुर रूनम यउवाक काज नै छै

रदवा आ दिगशूल सँ उनवाक काज नै छै

सब शास्त्र आ पुनाधक अमृत बवाक' नाखु

गन-मनम थाल-काया एनवाक काज नै छै

सए थिकाह अयन सदिखन स ख्यान नाखी

नामयन जाति-धर्मक लडवाक काज नै छै

यनमागमाक संगि अहीं दवना आ दवी

धन लल मानवाक आ मनवाक काज नै छै

यानन ओ भूमि मिथिला ओ मैथिलीक नैदन

अहि Oाँ काना माकदिमा कनवाक काज नै छै

गय याग डौन शीलक संस्कान अछि जनुनी

ओ स्वर्ण नस्क राज डौन मडवाक काज नै छै

निष थीक मांस-मदिना यायड अँवान चिन्नी

गिलकानकन गड्आ गडवाक काज नै छै

शब्दक नगाम हएत आनहुकेँ खजाना

संगीत बनाव खाढ़क धनवाक काज नै छै

स्नानक गंग-धारा गन-मन कतेक पावन

थिक आगि हय आ विद्या जनवाक काज नै छै

एहि गजलमे

(i) रदीफ अछि 'काज नै छै'

(ii) काफियावला शब्द सभ अछि जकर अन्तमे 'अ' उच्चारणक संग 'नवाक' अथवा 'ओवाक' वर्ण-समूह अछि : पओवाक / तनवाक / हनवाक / लओवाक / मनवाक / कनवाक / मओवाक / गनवाक / धनवाक / जनवाक।

(iii) बहर अछि : सरल वार्णिक बहर, प्रत्येक पाँतिमे वर्णक संख्या अछि : 17

उपरोक्त सभ उदाहरणसँ स्पष्ट अछि जे व्याकरण-सम्मत मैथिली गजल कहबाक मार्ग सामान्य अछि, जटिल नहि।

संपर्क : 8789616115

## ३.१२.निर्मला कर्ण- अग्नि शिखा (भाग- ६)

**निर्मला कर्ण** (१९६०- ), शिक्षा - एम् ए, नैहर - खनाजपुर,दरभंगा, सासुर - गोढियारी (बलहा), वर्तमान निवास - राँची,झारखण्ड, झारखंड सरकार महिला एवं बाल विकास सामाजिक सुरक्षा विभाग मे बाल विकास परियोजना पदाधिकारी पद सँऽ सेवानिवृत्ति उपरान्त स्वतंत्र लेखन।

**मूल हिन्दी- स्वर्गीय जितेन्द्र कुमार कर्ण, मैथिली अनुवाद- निर्मला कर्ण अग्नि शिखा (भाग - ६)**

**पूर्व कथा।**

राजा पुरूरवा एक सय आठम अश्वमेध यज्ञ क लेल आवश्यक निर्देशन लेबय क वास्ते ऋषि अगस्त्य क आश्रम मे अपन प्रधान आमात्य क संग जाइत छथि,आ हुनका सँऽ निर्देशन लैत छथि ।

**आब आगू**

यज्ञक घोड़ा जंबूद्वीप क निर्विघ्न पार कऽ गेल छल । आब ओ शाकद्वीप मे आगू बढ़ल जाइत छल । ओहो द्वीप निर्विघ्न पार कऽ लेलक । एहि तरहें क्रौंच द्वीप,शाल्मल द्वीप,गोमेदक द्वीप आ पुष्कर द्वीप क पार करैत ओ श्याम कर्ण अश्व आब कुश द्वीपक सीमा

क अंतर्गत विशाल सागर क पार करैत आगू बढ़ल।
एतबा मे पाताल लोक सँ दानव राज बलि निकसि पड़ल। ओकर एक गोट सहयोगी विरोचन पुत्र क अश्व क लगाम थामि लेल,आ ओहि अश्व क लऽ कऽ पाताल लोक दिस विदा भेल। ओकरा पाछू पुरुरवा क सेहो पाछाँ लागल। तलवारक खनखनाहट संग हाथी धनुषक टन-टनाहट सँ दिग दिगंत् गुंजित भऽ उठल। देखिते देखैत दानवक झुंडक झुंड उमड़ि गेल। दानव राज बलि पुरुरवा क युद्धक निमित्त ललकारलक। दानव गणक सम्मिलित भयंकर निनाद सँ पृथ्वी एवं गगन मंडल गुंजित भऽ उठल। गदा लऽ पुरुरवा बलि राज सँ युद्धरत भेलाह। दानव राज बलि क्रोधित लऽ द्वंद युद्ध करऽ लागल।
एम्हर मूसल एवं प्रास लऽ शंकु दानव गण कैं रऽन सँ भीड़ भीड़ कऽ एहि प्रकारें नष्ट करय लगलाह किंवा न्यायप्रिय मंत्री कोना अनाचारी अपराधी क अन्त करैत होय। बलवान आ ढाल धारण करैत वीर पृथ्वु दंत दैत्य एवं दानव गण पर प्रहार कऽ रहल छलाह। ओ ककरा दु दु आ ककरा तीन-तीन टुकड़ी मे विभक्त करैत चलि गेलाह। कतेको दानव क अनेक खंड मे विभक्त कऽ देलथि ओ।
पिंगल दंत उठाकऽ जाहि-जाहि दौड़लथि,ओहि-ओहि दैत्य क शरीर टुटि लागैत गेल। पञ्चशिख मुद्गर घुमाऽ घुमाऽ बलपूर्वक शत्रु सबहक संहार करैत छलाह। ओ प्रबल वेगवान् गिरि सदृश थप्पड़क शीर्ष प्रहार कऽ ओकर आघात सँ सवार सहित हाथी एवं रथी सहित रथ क चूर्ण-विचूर्ण करऽ लगलाह। बलवान नाड़ी जंघ, पञ्चन, मुष्टि प्रहार एवं वज्र क समान ठेहुनक प्रहार सँ असुर

के मारय लागलाह । अपन असीम सेना दल के यमराज सँ तुलाएल कहि सेनापति बना जम्भ के पठौलक । ओकर सेनापतित्व मे युद्ध आर भयंकर भऽ गेल । जम्भ दानवी मायाक सहारा लेल । चहुँ दिश घनघोर अन्हार पसरि गेल । ई देख मणिमान आग्नेयास्त्रक प्रयोग कएलथि । चतुर्दिक् तीव्र प्रकाश सँ चमकि गेल छल । एहि मे अनेक मानव आ दानव दुनूक भीषण संहार भेल । जम्भक माया सँ आकाश मार्ग सँ मांसक लोथड़ा आ रुधिरक वर्षा होमय लागल ।

प्रद्युम्न के प्रासादन सँ कुमार कृत के सेनापतित्व मे सर्पास्त्रक प्रयोग कएल गेल,जाहि सँ सर्पक वृष्टि होमय लागल । अनेक सर्प दानवगण के अपन ग्रास बनबऽ लागल । एहन जम्भ जृम्भक अस्त्र कें प्रयोग कएलक । भेल स्वप्न सन मानव योद्धा मे आलस्य भाव आबि गेल,ओ निद्राक अनुभव करय लागल । ई देखि कुमार कृत सन वीर के प्रासादित कएलथि। हुनक प्रासादन के सकारात्मक प्रभाव पड़ल,निद्रा के झटकि प्रद्युम्नक पुनर्वीर नाराच सन पर प्रहार करय लागल । मायावी नाराच मायायुद्ध प्रारंभ कएलक, जाहि सँ आब एकहि गोट नाराच अनेक संख्या मे दृष्टिगोचर होमय लागल । एहि मायायुद्ध के कुजम्भ पओलथि । एहि प्रकारें ई मायावी युद्ध पच्चह दिन धरि होइत रहल ।

चक्रायण मे अपन असुर सैनिक के हताहत होइत देखि दानव राज कहि युद्ध छोड़ि कऽ समुद्र मार्ग सँ पाताल लोक चलि गेल । अपन राजा के एहि तरहेँ युद्ध भूमि सँ कायर सन पड़ाइत देख कऽ हताश भऽ शेष दानव योद्धा अपन राजा के अनुगामी भेल । ओहि सन ग्राम कर्ण अश्व के छोड़ि कऽ भागि पड़ायल ।

दानव राज बलि जे देवराज इन्द्र कें पराजित कएने छल,ओ पुरुरवा सँ हारि गेल।

यज्ञक अश्व आब निर्विघ्न कुश द्वीप मे आगु बढ़ए लागल। आब किनको ओहि अश्व के रोकबाक हिम्मत नहि रहलनि।

तत्पश्चात निर्विघ्न पृथ्वीक परिक्रमा कए ओ अश्व सात मास उपरान्त यज्ञ स्थल मे उपस्थित भेल। ऋषिगण विधिवत् यज्ञक पूर्णाहुति देलनि। तत्पश्चात विशाल रंगारंग कार्यक्रमक आयोजन भेल,जाहि मे राजा पुरुरवा के सातो द्वीपक चक्रवर्ती महान सम्राट घोषित कएल गेल। देवर्षि नारद विशेष रूप सँ प्रसन्नता व्यक्त कएलनि। ओ ऋषिगण के प्रति श्रद्धा ज्ञापित कएलनि। सम्पूर्ण महिपाल उचित व्यक्ति के सम्राट बनबै सँ ईर्ष्या रहित भाव सँ अत्यन्त प्रसन्न छलाह। एहि अवसर पर गंधर्व,किन्नर,अप्सरा,आदि आकाश के विभिन्न दिशा सँ आबि पुष्प वर्षा करए लगलाह।

भगवान विष्णु स्वयं आकाश मार्ग मे अपन रथ पर आरूढ़ भए स्तुति वाचन कएलाह। हुनका स्तुति वाचन करैत देखि ब्रह्मा एवम भगवान शंकर स्वयं आबि राजा पुरुरवा के आशीर्वाद देलनि। उत्सव समाप्त भए गेल। सब आगत अतिथि अपन-अपन निवास स्थलक दिशा मे चलि भेलथि। आइ पुरुरवाक मनोकामना पूर्ण भेल,भगवान विष्णु के कृपा सँ ओ सातो द्वीप सहित संपूर्ण पृथ्वीक सम्राट घोषित भए गेल छलाह। तीनू लोकक ऐश्वर्य हुनका भेट गेल छलनि।

क्रमशः

अपन मंतव्य editorial.staff.videha@gmail.com पर पठाउ।

## ३.१३.डा. विपिन कुमार झा- महाकवि भास प्रणीत कर्णभारम् मैथिली अनुवाद (भाग-६)

महाकवि भास प्रणीत कर्णभारम् मैथिली अनुवाद
(षष्ठम भाग)



डा. विपिन कुमार झा
(संस्थापक आ सम्पादक- जाह्नवी संस्कृत ई-शोधपत्रिका)
महाकवि भास प्रणीत कर्णभारम् मैथिली अनुवाद
(षष्ठम भाग)
(एहि सँ पूर्व महाकवि भास कृत लिखल कर्णभारम् जे कर्णक मनोव्यथा पर लिखल गेल प्राचीनतम एकांकी अछि, संस्कृत मे लिखल एहि ग्रन्थक पांचम प्रभाग धरि मैथिली अनुवाद पढने रही अहाँ सब, आब एहि सं आगू)

कर्णः- भगवन्! किं तं वक्तव्यं दीर्घायुर्भवेति। अथवा भवतु शोभनम्। कुतः-

हे भगवन् ! दीर्घायु होउ सेहो कियाक नहि आशीर्वाद देलहुँ। अथवा येह ठीक अछि कियाक त-

धर्मो हि यत्नैः पुरुषेण साध्यो
भुजङ्गजिह्वाचपला नृपश्रियः।
तस्मात्प्रजापालनमात्रबुद्ध्या
हतेषु देहेषु गुणा धरन्ते ।। 17 ।।

व्यक्ति के धर्मक साधना विशेष रूप सँ करबाक चाही कियाक त राजलक्ष्मी त सर्पजिह्वा चंचल छथि ओहि कारणे प्रजापालननिमित्त जे राज करैत छथि ओ मरला पर गुणप्रदान सँ जीवित रहैत छथि।

भगवन्, किमिच्छसि। किमहं ददामि।

हे भगवन् ! अहाँ की चाहैत छी? हम की दए सकैत छी?

शक्रः- महत्तरं भिक्षां याचामि। (महत्तरां भिक्षा याचा।)

शक्रः : बहुत पैघ भिक्षाक याचना करैत छी।

कर्णः- महत्तरां भिक्षां तस्मै प्रदास्ये। श्रूयन्तां मद्विभवाः।

कर्ण : महत भिक्षा देब। हमर विभव सूनल जाउ ।

गुणवदमृतकल्पक्षीरधारानुवर्षि

द्विजवर! सुचितं ते तृप्तवत्सानुयात्रम्।

तरुणमधिकमर्थिप्रार्थनीयं पवित्रं

निहितकनकशृङ्गं गोसहस्रं ददामि ।। 18 ।।

गुणशालिनी ब्राह्मण द्वारा प्रार्थित सोना सँ मढल सिंघवाली अमृतमय दूध दनिहारि तृप्त बच्चा सहित हे द्विजवर यदि अहाँ क इच्छा हो त हजार गाय दय सकैत छी।

शक्रः- (गोसहस्सं त्ति। मुहुत्तअं खीरं पिबामि। णेच्छामि कण्ण! णेच्छामि। ((गोसहस्रमिति। मुहूर्तकं क्षीरं पिबामि। नेच्छामि कर्ण! नेच्छामि। )

ॐछ्र : ह्जान जाय... किछ दिन दुध यीयव.... नै चाही कर्ण .. नै चाही

कर्णः- किं नष्ठगि ग्लान्। ॐदमयि श्रूयगाम्।

कर्ण : की ॐी नै चाहैग छी अहां? ओैना सुनु

नविगुनगसमानं साधनं नाजलठ्म्याः

सकलनृयगिमाद्यं माद्यकाम्नाजजागम्।

सृगुधमनिलवगं यूद्धदृष्टायदानं

सयदि वह् सह्स्रं नाजिनां ग ददामि ।। 19 ।।

सूर्य किनध कन समान नाजलक्ष्मीक साधन समक्ष नाजा द्वाना माद्य कम्नाज कूल मं जनमल नायु समान वेग वला यूद्ध मं यी0 नै दखनिहान ह्जाना धाता सयदि दैग छी।

शक्रः- अस्र भि। मूह्फअं आ□ह्ामि। (धष्ठामि कगू! (धष्ठामि। (अश्व ॐगि। मूह्गिकमानाह्ामि। नष्ठामि कर्ण! नष्ठामि। )

विदूषक : घोड़ा.... कति दिन चढब.... नै चाही कर्ण नै चाही

कर्णः- किं नेच्छसि भगवान्। अन्यदपि श्रूयताम्।

कर्ण : की अहाँ नै चाहैत छी अहाँ? आओर सुनू

मदसलिलकपोलं षट्पदैः सेव्यमानं

गिरिवरनिचयाभं मेघगम्भीरघोषम्।

सितनखदशनानां वारणानामनेकं

रिपुसमरविमर्दं वृन्दमेतद् ददामि ।। 20 ।।

जिनकर मदचूबैत छै जकर कपाल बला, भौंरा स सेवित पर्वतीय भूमि मे सदृश दीखयबला मेघ जकाँ गर्जन करय बला अयन श्वेत नखदन्त सँ शत्रुसमूह क मर्दन करै बला हाथीसमूह दैत छी।

शक्रः- गज इति मृत्युरूपं आ□हामि। (प्रकाशम् कृष्ण! नेच्छामि। (गज इति। मृत्युरूपमावहामि। नेच्छामि कर्ण! नेच्छामि। )

विदूषक : हाथी.... कति दिन चढब... नै चाही कर्ण नै चाही...

कर्णः- किं नेच्छति भवान्। अन्यदपि श्रूयताम्। अपर्याप्तं कनकं ददामि।

कर्ण : की अहाँ नै चाहैत छी अहाँ? बेश सुनू अपर्याप्त सोना दैत छी।

शक्रः- गृहीत्वा गच्छामि। (किंचिद्गत्वा) नेच्छामि कर्ण! नेच्छामि। (गृहीत्वा गच्छामि। नेच्छामि कर्ण! नेच्छामि।)

इन्द्र : ग्रहण करब.... नै चाही कर्ण ...नै चाही

कर्णः- तेन हि जित्वा पृथिवीं ददामि।

कर्ण : त जीति कऽ पृथ्वी दैत छी

शक्रः- पृथिव्याः किं करिष्यम्। (पृथिव्या किं करिष्यामि।)

इन्द्र : धरती लऽ की करब?

कर्णः- तेन अग्निष्टोमफलं ददामि।

कर्ण : त अग्निष्टोमफल दैत छी।

शक्रः- अभिज्ञानशकु□ञ्ञ किं कय्यं। (अभिज्ञानशकुन्तलेन किं कार्यम्।)

रक्षी : अभिज्ञानशकुन्तल क कोन काज?

कर्णः- एन हि मछिका ददामि।

कर्ण : त हम अपन मुठी दिय?

क्रमशः...

**अपन मंतव्य** editorial.staff.videha@gmail.com **पर पठाउ।**

**४.पद्य खण्ड**

**४.१.राज किशोर मिश्र- कल्कि अहु**



**राज किशोर मिश्र, रिटायर्ड चीफ जनरल मैनेजर (टी), बी.एस.एन.एल.(मुख्यालय), दिल्ली,गाम- अन्दर ठाढ़, पो. अन्दर ठाढ़, मधुबनी**

## कहक' अछि

दुः खक' बादरि छाहि म न म,
उठैत नहैन अछि घूमि -घूमि ,
आ मघ ननल र' नयन सँ
बनि नान खसैन अछि मइनि -मइनि ।

यानि रनल सना ननन म,
कहाँ रिजैन अछि यूउनिक' यान,
बिनू रिजन अज्ञान सँ,
ञ्ञान बहनाञ्ञन अछि , बनि यनान।

छल क' निमंत्रण-यत्र यन,
हन शब्द अछि षडयंत्र,
आ', 'निवदन' बून नियफि क

लिखल हाथ सँ पत्र।

अंधविश्वास जे पसरल अछि ,
अछि, डाइन एक गामक अपराध,
र' जाइ एकर हलानसान ,
आ, सब मिलि कए दिऔ समाधा।

अनकर नियति क देखि कए,
होइत अछि मान हर्षित जिनकर,
मद्दति करबाक अधिकार नहि ,
दुःख आबए जखन, हुनकर सिर पर।

नहि समान होइत अछि , सरदिन
अलग-अलग छै ढंग,
श्रृंग, नसारल आ समारल,
जगहक सर अछि रंग।

मानल जाइत अछि शिष्टाचार,
काना सपना क राजदूत,
प्रथमहि सुहृन परिचय सँ,
भविष्य -छवि , होइत अछि मजबूत।

औपचारिकता आवश्यक,
मुदा, रहैछ यथार्थ सँ दूर,

हँसव, घूघना लटकल म,
कान्ह छै ठाढ़, मजबून।

ढंग यसानो अछि हारल,
वनि क' खुव, गउान,
हारंसा किछु न हाथ छै,
आ, अंग म हाथ दखान।

अजवानि लथि उा मान क,
जिनका म रनल अछि तारु,
नहि ग' कनाहि , धधकि -धधकि ,
अयनहि सर्वस्व सुताह।

…गिहास प्रमाध लउ 0।८ अछि ,
वूसवउ लल … वा ग,
अहनक 'जिनगी नहि नहलै,
वढि क' नागि सँ प्राग।

जाधनि , नहेग अछि …जा ग,
नहि आवि सकेग, अछि अह्न न,
मूदा, …जाग जखन चाहउ,
अह्नान क क' दैछ, वहान।

अयनेगी सँ जीगल जा…छ मान,

जीगल न जाऽऽछ वनजानी ,
माम घमेंग अछि यावि धा ह,
नहि घमग, कगवा खखानी ।

नहि जनेंग छी , रवि थ्र-का ख म,
अछि वकछाह, फूल कि काँट,
मूदा , प्रकृगिक नियम ऽऽवह अछि ,
अगव दुः ख न, यउ छ फाँट।

मृगु -लाक म कीर्गि टा ,
कवन अछि अमृग -यान,
माटि क' घट, फूटि जाऽग अछि ,
मूदा , कीर्गि न जाऽऽछ मसान।

दुःख क ह्नाना रुल निमंग्रध,
की कनगऽऽ कि उा स्नीकान?
मूदा , कृमगि , जिनकन यासल,
जा दैछ,नियग्हि , हकान।

सज्ञानगा -ब्यनहा न -यत्र,
अछि भि ष्ठा चा न-मा सि सँ लि खल।
सूनि चा नक, उयका नक आखन,
मा गी सन, उाहि यन अछि नि खनल।

## 𑓓.𑒮𑓀𑒮𑓂𑒏𑒵𑒞 𑒐𑒝𑓂𑒛

### 𑓓.𑓑.𑒛𑒰. 𑒠𑒲𑒣𑒱𑒏𑒰- 𑒔𑒧𑓂𑒣𑒴𑒮𑒰𑒯𑒱𑒞𑓂𑒨𑒮𑓂𑒨 𑒫𑒱𑒪𑒰𑒮𑓁 (𑒣𑒘𑓂𑒔𑒧𑒰𑒬𑓂𑒫𑒰𑒮𑓁)

𑒔𑒧𑓂𑒣𑒴𑒮𑒰𑒯𑒱𑒞𑓂𑒨𑒮𑓂𑒨 𑒫𑒱𑒪𑒰𑒮𑓁
(𑒣𑒘𑓂𑒔𑒧𑒰𑒬𑓂𑒫𑒰𑒮𑓁)



## 𑒛𑒰. 𑒠𑒲𑒣𑒱𑒏𑒰

(𑒮𑓂𑒫𑒞𑒢𑓂𑒞𑓂𑒩𑒪𑒹𑒐𑒱𑒏𑒰 𑒫𑒠𑒢𑒲-𑒧𑒯𑒰𑒫𑒱𑒠𑓂𑒨𑒰𑒪𑒨𑒮𑓂𑒨 𑒣𑓂𑒩𑒰𑒏𑓂𑒞𑒢𑒣𑓂𑒩𑒰𑒡𑓂𑒨𑒰𑒣𑒱𑒏𑒰 𑒔)

[𑒔𑒧𑓂𑒣𑒴𑒮𑒰𑒯𑒱𑒞𑓂𑒨𑒢𑒰𑒧𑓂𑒢𑒱𑒫𑒱𑒪𑒰𑒮𑒮𑓂𑒨 𑒣𑒘𑓂𑒔𑒧𑒹𑓄𑒮𑓂𑒧𑒱𑒢𑓂 𑒩𑒞𑓂𑒢𑒰𑒢𑒰𑓀 𑒩𑒞𑓂𑒢𑒲𑒢𑒰𑓀 𑒔 𑒮𑒧𑒏𑓂𑒭𑓀 𑒯𑒰𑒩𑓂𑒠𑓀 𑒮𑓂𑒫𑒰𑒑𑒞𑓀 𑒫𑓂𑒨𑒰𑒯𑒵𑒞𑓂𑒨 𑒁𑒡𑓂𑒨𑒰𑒣𑒢𑒲𑒨𑒫𑒱𑒭𑒨𑒫𑒮𑓂𑒞𑒳𑒧𑒰𑒠𑒰𑒨𑒰𑒞𑓂𑒩 𑒣𑓂𑒩𑒮𑓂𑒞𑒳𑒞𑒰𑓄𑒮𑓂𑒧𑒱। 𑒁𑒞𑓂𑒩 𑒧𑒯𑒰𑒏𑒫𑒱𑒩𑒰𑒖𑒩𑒰𑒖𑒏𑒵𑒞𑒔𑒧𑓂𑒣𑒴𑒢𑒰𑒧𑒰𑒨𑒝𑒫𑒱𑒭𑒨𑒹 𑒫𑒱𑒠𑒳𑒭𑒰𑓀 𑒞𑒞𑓂𑒩 𑒩𑒞𑓂𑒢𑒰𑒢𑒰𑓀 𑒩𑒞𑓂𑒢𑒲𑒢𑒰𑒘𑓂𑒔𑒧𑒰𑒠𑒩𑒧𑒰𑒠𑒰𑒨 𑒏𑒱𑒘𑓂𑒔𑒱𑒞𑓂𑒣𑓂𑒩𑒮𑓂𑒞𑒾𑒧𑒱। ]

तत्रादौ सर्वप्रथमं महाकविभोजराजपरिचयः- महाकविः भोजराजः परमारवंशीयः क्षत्रियः आसीत्। सरस्वतीकण्ठाभरणे भोजदेवः स्वकीयवंशस्य परिचयं दत्तवान् अस्ति। परमारवंशः अग्नितः उद्भूतः इत्येवं मन्यते। अस्य अनेकानि ताम्रपत्राणि अथ च भूर्जपत्राणि प्राप्यन्ते येषां प्रकाशनं काव्यमालायां प्राचीनलेखमालानाम्ना मुद्रापितानि। भोजस्य राज्यकालः राजमृगाङ्केन सिद्ध्यति। राजमृगाङ्ककालः 1099 विक्रमाब्दः वर्तते। अलबरुनी अपि भोजस्य राज्यकालः एतमेव प्रस्तौति अनेन सहैव जयसिंहः अपि एतमेव स्वीकरोति। प्रथितः बल्लालपण्डितः भोजविषये लिखितवान् यत्

**पञ्चाशत् पञ्चवर्षाणि सप्तमासं दिनत्रयम्।**

**भोजराजेन भोक्तव्यः सगौडो दक्षिणापथः॥**

भोजराजः देशविशेषे देवमन्दिरं निर्मापितवान्। राजतरङ्गिण्यां महाकविकल्हणः वदति-

**मालवाधिपतिर्भोजः प्रहितैः स्वर्णसञ्चयैः।**

**अकारयद्येन कुण्डयोजनं कपटेश्वरे॥**

वस्तुतः भोजदेवः स्वकीय शासने विक्रमादित्यायाख्यायुतः आसीत्। तस्य राजद्वारे कवीनां सम्यक् सत्कारः आसीत्। एतस्मिन् सन्दर्भे एका भणितिः श्रूयते "प्रत्यक्षरलक्षं ददौ"। यद्यपि एषा भणितिः अत्युक्तिरूपा स्यात् किन्तु नैव निर्मूला।

भोजराजेन नैके रचनाः लिखिताः तासु कतिचन प्रसिद्धाः सन्ति-

| क्रम. | ग्रन्थः | विषयः |
|---|---|---|
| 1 | आदित्यप्रतापसिद्धान्तः | ज्योतिषम् |
| 2 | राजमार्तण्डः | ज्योतिषम् |
| 3 | राजमृगाङ्कः | ज्योतिषम् |
| 4 | विद्वज्जनवल्लभः | ज्योतिषम् |
| 5 | आयुर्वेदसर्वस्वम् | वैद्यकम् |
| 6 | विश्रान्तविद्याविनोदः | वैद्यकम् |
| 7 | चाणक्यनीतिः | नीतिशास्त्रम् |
| 8 | नाममालिका | कोषशास्त्रम् |
| 9 | तत्त्वप्रकाशः | शैवशास्त्रम् |
| 10 | शिवतत्त्वरत्नमालिका | शैवशास्त्रम् |
| 11 | युक्तिकल्पतरुः | शैवशास्त्रम् |
| 12 | सिद्धान्तसंग्रहः | शैवशास्त्रम् |
| 13 | राजमार्तण्डः | पातञ्जलयोगसूत्रटीका |
| 14 | व्यवहारसमुच्चयः | धर्मशास्त्रम् |
| 15 | चारुचर्या | धर्मशास्त्रम् |
| 16 | शालिहोत्रम् | अश्ववैद्यकम् |
| 17 | शब्दानुशासनम् | व्याकरणम् |
| 18 | समराङ्गणसूत्रधारः | शिल्पशास्त्रम् |
| 19 | सुभाषितप्रबन्धः | सुभाषितम् |
| 20 | सरस्वतीकण्ठाभरणम् | अलङ्कारग्रन्थः |
| 21 | चम्पूरामायणम् | चम्पूकाव्यम् |

| | | |
|---|---|---|
| 22 | हनूमन्नाटक (Catalogues Catalogarum ग्रन्थ) | ----- |

क्रमशः..

अपन मंतव्य editorial.staff.videha@gmail.com पर पठाउ।




## ६. विदेह सूचना संपर्क अन्वेषण

सूचना

१

## "विदेहक जीवित साहित्यकार-सम्पादक आ रंगमंचकर्मी- रंगमंच-निर्देशक पर विशेषांक शृंखला"

३१ दिसम्बर २०२२ क लगाति आगामी नव विशेषांकपर निर्णय हएत। विशेषांकमे रचनाकार/ कलाकर्मीक काज, रचना-संपादन, संस्मरण आ अन्य रचनात्मक कार्यपर सेह प्रकाशक रचना (संस्मरण, आलोचना, समालोचना, समीक्षा आदि) देल जायत। अहाँसँ ऐ लेल सूचना सादर आमंत्रित अछि ई-मेल editorial.staff.videha@gmail.com पर।

-गजेन्द्र ठाकुर, सम्पादक विदेह, whatsapp no +919560960721 HTTP://VIDEHA.CO.IN/ ISSN 2229-547X VIDEHA

२

## "विदेह मोनोग्राफ" शृंखला

विदेह अपन जीवित रचनाकार/ कलाकर्मी पर विशेषांक शृंखलाक अन्तर्गत (१)अरविन्द ठाकुर, (२)जगदीश चन्द्र ठाकुर अनिल, (३)रामलोचन ठाकुर, (४) राजनन्दन लाल दास, (५)रवीन्द्र नाथ ठाकुर, (६) केदार नाथ चौधरी, (७) प्रेमलता मिश्र 'प्रेम' आ (८)

शरदिन्दु चौधरी विशेषांक निकालल अछि।

अही सन्दर्भमे ओहि साहित्यकार पर "विदेह मानपत्र" शृंखला अन्तर्गत "मानपत्र" आमन्त्रित कयल जा रहल अछि।

"विदेह मानपत्र" शृंखलाक विवरण निम्न प्रकार अछि:

(१) इच्छुक लेखक उपरोक्त कोनो एक रचनाकारपर अपन मानपत्र लिखबाक इच्छा editorial.staff.videha@gmail.com पर पठा सकै छथि। मानपत्र लिखबाक अवधि सामान्यतः एक मास रहत।

(२) विदेह ओहि रचनाकारपर ओहि लेखकक नाम मानपत्र लिखबाक लेल चयनित कऽ ओकर सार्वजनिक घोषणा करत।

"विदेह मानपत्र" लिखबाक नियम:

(१) मानपत्र पूर्ण नूतन रचनाकारपर केन्द्रित होयत। साहित्य अकादमी, एन.बी.टी. आ किछु व्यक्तिगत नूतन लिखल मानपत्र/ बायोग्राफीमे लेखक संस्मरण आ व्यक्तिगत प्रसंग ज्ञात कय रचनाकारक बदला अपन-आत्म-प्रशंसा लिखैत छथि। "विदेह मानपत्र" हीरा बर्दे कप फुटबाल सन रहत। हीरा बर्दे कप फुटबाल एहन एकमात्र टूर्नामेण्ट अछि जतय कोनो "ओपनिंग" वा "क्लोजिंग" सेरीमनी नै होइत छै आ एकर कारण छै जे "ओपनिंग" वा "क्लोजिंग" मे टूर्नामेण्टमे नै खेला रहल लोक मुख्य अतिथि/ अतिथि होइत छथि आ लोकक खिलाड़ी सँ दूर चलि जाइत अछि। हीरा मात्र आ मात्र फुटबाल खिलाड़ीपर केन्द्रित रहैत अछि से एकर टूर्नामेण्ट "ओपनिंग सेरीमनी" नै वरन् सोझे "ओपनिंग मैच" सँ आरम्भ होइत अछि आ एकर समापन "क्लोजिंग सेरीमनी"सँ नै वरन् "फाइनल मैच आ ट्राफी"सँ खतम होइत

अछि आ लेखकक मात्र आ मात्र खिलाफ नहि छथि। तहिना "विदेह मानाग्रह" मात्र आ मात्र ओ "सामा रचनाकार"पर केन्द्रित रहत आ कोनो संम्बन्ध आदि जाति कऽ लेखक रचनाकारसँ अपनापन केन्द्रित करबाक अनुमति नै रहत।

(२) मानाग्रह लेल "विदेह पेटार"मे उपलब्ध सामग्रीक सन्दर्भ सहित उपयोग कयल जा सकैछ।

(३) विदेहमे ई-प्रकाशित रचना सभक कॉपीराइट लेखक/संग्रहकर्त्ता लोकनिक लगमे रहतन्हि। सम्पादक 'विदेह' ई-पत्रिकामे प्रकाशित रचनाक प्रिंट-वेब आर्काइवक/ आर्काइवक अनुवादक आ मूल आ अनूदित आर्काइवक ई-प्रकाशन/ प्रिंट-प्रकाशनक अधिकार रखैत छथि। ओ ई-पत्रिकामे कोनो रोयल्टीक/ पारिश्रमिकक प्रावधान नै छै।

(४) "विदेह मानाग्रह"क फॉर्मेट: रचनाकारक परिचय (रचनाकारक जन्म, निवास-स्थान आ कार्यस्थलक भौगोलिक-सांस्कृतिक विवेचना सहित) आ रचनावली (समीक्षा सहित)।

घोषणा: "विदेह मानाग्रह" शृंखला अन्तर्गत (१) राजनन्दन लाल दास जी पर मानाग्रह निर्मला कर्ण, (२) रवीन्द्र नाथ ठाकुर पर मुन्नी कामत आ (३) केदार नाथ चौधरी पर प्रेम मोहन मिश्र द्वारा लिखल जायत। मैथिली पुत्र प्रदीप पर "विदेह मानाग्रह" लिखबाक प्रेमशंकर मा "परन"।

शेष ७ लोकपर निर्णय शीघ्र कएल जायत।

घोषणा २: ताहि सँ मैथिली पुत्र प्रदीप पर विदेह विशेषांक नै निकालल अछि, मुदा हुनकर अवदान केँ देखैत प्रशंसक सभ "पहल"क हुनका ऊपर "विदेह मानपत्र" लिखबाक निर्णय आयल सँ हुनका स्वीकार कयल गेल।

-गजेन्द्र ठाकुर, सम्पादक विदेह, whatsapp no +919560960721 HTTP://VIDEHA.CO.IN/ ISSN 2229-547X VIDEHA

३

## विदेह ब्रॉडकास्ट लिस्ट

विदेह WWW.VIDEHA.CO.IN सम्बन्धी सूचना लेल अपन whatsapp नम्बर हमर whatsapp no +919560960721 पर पठाउ, अहाँक प्रयोग मात्र विदेह सम्बन्धी समाचार देबाक लेल कएल जाएत।

४

## विदेहक "साहित्यिक भ्रष्टाचार विशेषांक"

विदेह "साहित्यिक भ्रष्टाचार विशेषांक" लेल निम्नलिखित विषयपर आलेख ई-मेल editorial.staff.videha@gmail.com पर आमंत्रित अछि।

१.साहित्य, कला आ संस्कृति अकादमी:-

(क) पुरस्कारक राजनीति

(ख) सरकारी अकादमीमे पैरवीक गैर-लोकतांत्रिक विधान

(ग) सभागुट आ अकादमी कर काज करबाक तरीका

घ) सरकारी सभाक छद्म विरोधमे उपजल तात्कालिक समानांतर सभाक कार्यपद्धति

ङ) अकादमी पुरस्कारमे पाइ स्ट्रैकन: मिथक वा यथार्थ

२.व्यक्तिगत साहित्य संस्थान आ पुरस्कारक राजनीति

३.प्रकाशन जगतमे पसरल भ्रष्टाचार आ लेखक

४. मैथिलीक छद्म लेखक संगठन आ ओकर पदाधिकारी सबहक आचरण।

५.स्कूल-कॉलेजक मैथिली विभागमे पसरल साहित्यिक भ्रष्टाचारक विविध रूप-

(क) पाठ्यक्रम

(ख) अध्ययन-अध्यापन

(ग) नियुक्ति

६. साहित्यिक पत्रकारिता, विद्यु, मंच-माला-माइक आ लोकार्पणक खेल-तमाशा।

७.लेखक सबहक जन्म-मरण शताब्दी कर चुनाव , कैलेंडरवाद आ तकर पाछूक राजनीति

८.दलित एवं लेखिका सबहक संग भेद-भाव आ ओकर शोषणक विविध तरीका

९. कतेक आर विषय।

-गजेन्द्र ठाकुर, सम्पादक विदेह, whatsapp no

